ISSN 2229-547X VIDEHA

'विदेह' १९० म अंक १५ नवम्बर २०१५ (वर्ष ८ मास ९५ अंक १९०)

*ऐ अंकमे अछि:-*

5.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Books/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाउ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव

Join official Videha facebook group.

Google समूह Join Videha googlegroups

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाउ।

संपादकीय

जगदीश चन्द्र ठाकुर 'अनिल' क पोथी सभक लिंक (विदेहक १९१ म अंक हिनकापर केन्द्रित रहत)

धारक ओइ पार (दीर्घ कविता)

गीत गंगा (गीत संग्रह)

गजल गंगा (गजल संग्रह)

<u>तोरा अंगना मे</u> (गीत संग्रह)

**ई-पत्र**

गंगेश गुंजन

सर्वप्रथम विदेह सम्पादक गजेन्द्र जी कैं एहि अंकक (१८९ म) वास्ते हार्दिक बधाइ। बहुत सराहनीय डेग अछि ई। स्वागत हैत।
कोनो कम्प्यूटरनहि, गाम मे संग। ई मोबाइल फोन टा अछि। ताही सीमित उपाय मे ई सब टिप्पणी कर' लागब जोखिम वला काज से बुझैत लिखि रहल छी। भावनावश।
ग़ज़ल कवि अरविन्द जीक ग़ज़ल संग्रह पर ओमप्रकाश जीक समीक्षकीय लेखक सिद्धान्त पक्ष पर टिप्पणी ख़ूब नीक संतुलित अछि। मुदा सदा जकाँ एतहु 'ग़जल'क कन्टेन्ट/ कविता' पर किछु ख़ास नहि कहल गेलैक। ई समझ /प्रवृत्ति हमरा सब दिन अस्वीकार्य रहल। एतहु सैह भेटल। ग़ज़ल सेहो तँ विधायी दृष्टिएँ ने फराक होइछ परन्तु थीक तँ अन्तत: कविते। किञ्चित छन्द दोष रहितहुँ कोनो कविता नीक कविता भ'सकैछ। नहि जानि किएक आ कोन भावना सँ, 'बर्तन'क चर्चा आलोचना तँ पर्याप्त मनोयोग सँ होइछ,मुदा बेसी ठाम ओहि मे राखल 'वस्तु' पर कोनो ध्याने ने देल जाइतछि। समीक्षक द्वारा पाठ (टेक्स्ट)क ई उपेक्षा कोनहुं नीक ग़ज़ल में निहित 'कविता' कें उठल्लू बना देल जाइछ। छुच्छे शास्त्रीय, नियम,सिद्धांत आ व्याकरणक पटु निर्वाहे मात्र ग़ज़ल हो बा किछु अन्य, तकरा उल्लेखनीय नहि बना सकैत अछि।
ooo
धीरज जीक टिप्पणी पढ़ब हमरा लेल कतोक बर्ख पर नव अनुभव बनल। आब हम हुनक लिखल पढ़बा लेल उत्सुक रहब। कह' चाहैत छी जे हुनका सँ नियमित लिखबाओल जयबाक चाही। अन्तत: कोनो काल जी उत्कृष्ट रचनाक निष्पत्ति आध्यात्मिके (धर्मा ध्यात्मिक नहिं ) मैथिली आलोचना कें एखन ई दरकार। धीरजक लेखन मे एकर स्पष्ट आश्वासन देखाएलए हमरा। बधाइ।
ooo
जगदीशचन्द्र ठाकुर जीक लेख सेहो नीक ।
मुदा फेर बहर काफ़िया रदीफ़े त्रुटि केन्द्रित ।एतेक मोन मेहनति सँ लीखल बुझाइछ लेख जेना ख़ूब किछु नहि कहि पौलक।
माफ़ी दी। बेसी नहिएं संभव भेल। नेट सेहो तँ गाम मे भाग्यहि सँ भेटैछ। जेना एखन।
अरविन्द ठाकुर जी, सम्पादक विदेह आशीष जी समेत अंकक समस्त लेखक कें पुन: बधाई ! सस्नेह

**विदेह भाषा सम्मान २०१४-२०१५ (समानान्तर साहित्य अकादेमी सम्मान)**

२०१४ मूल पुरस्कार- श्री नन्द विलास राय (सखारी पेटारी- लघु कथा संग्रह)
२०१४ बाल पुरस्कार- श्री जगदीश प्रसाद मण्डल (नै धारैए- बाल उपन्यास)
२०१४ युवा पुरस्कार - श्री आशीष अनचिन्हार (अनचिन्हार आखर- गजल संग्रह)
२०१५ अनुवाद पुरस्कार - श्री शम्भु कुमार सिंह ( पाखलो- तुकाराम रामा शेटक कोंकणी उपन्यासक मैथिली अनुवाद)

**विदेह भाषा सम्मान २०१३-१४ (वैकल्पिक साहित्य अकादेमी पुरस्कार)**

२०१३ बाल साहित्य पुरस्कार – श्रीमती ज्योति सुनीत चौधरी- “देवीजी” (बाल निबन्ध संग्रह) लेल।

२०१३ मूल पुरस्कार - श्री बेचन ठाकुरकेँ "बेटीक अपमान आ छीनरदेवी" (नाटक संग्रह) लेल।

२०१३ युवा पुरस्कार- श्री उमेश मण्डलकेँ “निश्तुकी” (कविता संग्रह) लेल।

२०१४ अनुवाद पुरस्कार- श्री विनीत उत्पलकेँ “मोहनदास” (हिन्दी उपन्यास श्री उदय प्रकाश) क मैथिली अनुवाद लेल।

**विदेहक किछु विशेषांक:-**

**१) हाइकू विशेषांक १२ म अंक, १५ जून २००८**

Videha_15_06_2008.pdf Videha_15_06_2008_Tirhuta.pdf 12.pdf

**२) गजल विशेषांक २१ म अंक, १ नवम्बर २००८**

Videha_01_11_2008.pdf Videha_01_11_2008_Tirhuta.pdf 21.pdf

**३) विहनि कथा विशेषांक ६७ म अंक, १ अक्टूबर २०१०**

Videha_01_10_2010 Videha_01_10_2010_Tirhuta 67

**४) बाल साहित्य विशेषांक ७० म अंक, १५ नवम्बर २०१०**

Videha_15_11_2010 Videha_15_11_2010_Tirhuta 70

५) नाटक विशेषांक ७२ म अंक १५ दिसम्बर२०१०

Videha_15_12_2010 Videha_15_12_2010_Tirhuta 72

**६) बाल गजल विशेषांक विदेहक अंक १११ म अंक, १ अगस्त २०१२**

Videha_01_08_2012 Videha_01_08_2012_Tirhuta 111

**७) भक्ति गजल विशेषांक १२६ म अंक, १५ मार्च २०१३**

Videha_15_03_2013 Videha_15_03_2013_Tirhuta 126

८) गजल आलोचना-समालोचना-समीक्षा विशेषांक १४२ म, अंक १५ नवम्बर २०१३

Videha_15_11_2013 Videha_15_11_2013_Tirhuta 142

९) काशीकांत मिश्र मधुप विशेषांक १६९ म अंक १ जनवरी २०१५

Videha_01_01_2015

१०) अरविन्द ठाकुर विशेषांक १८९ म अंक १ नवम्बर २०१५

Videha_01_11_2015

विदेह ई-पत्रिकाक बीछल रचनाक संग- मैथिलीक सर्वश्रेष्ठ रचनाक एकटा समानान्तर संकलन

*विदेह:सदेह:२ (मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:३ (मैथिली पद्य २००९-१०)*

*विदेह:सदेह:४ (मैथिली कथा २००९-१०)*

*विदेह मैथिली विहनि कथा [ विदेह सदेह ५ ]*

*विदेह मैथिली लघुकथा [ विदेह सदेह ६ ]*

*विदेह मैथिली पद्य [ विदेह सदेह ७ ]*

*विदेह मैथिली नाट्य उत्सव [ विदेह सदेह ८ ]*

*विदेह मैथिली शिशु उत्सव [ विदेह सदेह ९ ]*

*विदेह मैथिली प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना [ विदेह सदेह १० ]*

Maithili Books can be downloaded from:
https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/

Maithili Books can be purchased from:
http://www.amazon.in/
For the first time Maithili books can be read on kindle e-readers. Buy Maithili Books in Kindle format (courtesy Videha) from amazon kindle stores, these e

books are delivered worldwide wirelessly:-
http://www.amazon.com/

अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।

गजेन्द्र ठाकुर
ggajendra@videha.com

**२. गद्य**

*२.१.डॉ० शशिधर कुमर "विदेह", गामक शकल सूरत – पोथी समीक्षा*

*२.२.प्रणव झा- लघुकथा- अंबर*

*२.३."रेहनपर रग्घू"- श्री काशीनाथ सिंह (हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद श्री विनीत उत्पल)*

२.४.जगदीश प्रसाद मण्डल- किछु लघुकथा

**डॉ० शशिधर कुमर "विदेह"**

ग्राम – रुचौल, पो० – मकरमपुर, जिला – दरभंगा, पिन – ८४७२३४

**गामक शकल सूरत – पोथी समीक्षा**

"गामक जिनगीक" बाद "गामक शकल सूरत" ......... नञि ....... नञि ....... तकर बाद नञि, तकर बहुते बाद । पर जे हो, गामक परिवेश आ गामक विषय वस्तु तँऽ अछिए । बदलल की ? ....... बदलल बस कथावस्तु वा सम्पुर्ण कथा । हमरासभक लेल जे एक गोट मामूली दैनन्दिनक घटना

थिक से एक गोट सुविज्ञ लेखकक लेल कथा - पिहानीक विषय वस्तु । आ सएह योग्यता श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक लेखनी मे छन्हि । लेखकक एहि लघुकथा संग्रहमे हुनिका द्वारा रचित ८ गोट लघुकथा संकलित अछि । कथासभक परिवेश पोथीक नामानुरूपेँ अवश्य ग्रामिण अछि पर पढ़बाक लाभ हरेक पाठकवर्गक लोक उठाए सकैत छथि । परिवेश ग्रामिण रहितहुँ कथावस्तु अत्यन्त सम-सामयिक अछि । जे पाठकवृन्द गामहिमे रहैत छथि हुनिका लेल तँऽ ई रोजक गप्प पर जे बाहरो रहैत छथि आ कहियो-कहियो गाम अबैत छथि हुनिका सेहो एहि कथाक प्रसंगसभसँ जिनगीमे जरूर साक्षात्कार भेल होएतन्हि ।

साहित्यमे कएक बेर जिनगीक कटु सत्यक चित्रण प्रत्यक्ष व्यक्ति विशेषकेँ पात्र बना कऽ नञि कएल जाइत अछि अपितु ओहि पात्र विशेषसँ मिलैत जुलैत गुणबला आन सांसारिक वस्तुसभकेँ पात्र बना कहाओल जाइत अछि । साहित्यमे ई विधा बहुत पुराण अछि पर मैथिलीमे एहि विधाक उपयोग अत्यल्प भेल अछि । एहि विधाक उपयोगसँ कथाक विषय वस्तुक रोचकता बढ़ैत अछि, कथामे उल्लिखित कोनहु अप्रिय प्रसंग कोनहु विशेष पाठकवर्ग दिशि प्रक्षेपित नञि बुझाइत अछि आ कथा सुग्राह्य भऽ जाइत अछि । एतबहि नञि तखनि कथाक विषय बस्तु हर-पाठकवर्गकेँ अपनासँ मिलैत-जुलैत बुझना पड़ैत छन्हि आ तेँ कृति सर्वपाठकग्राह्य बनि जाइत अछि । वास्तवमे एहि तरहक प्रस्तुति एकटा कला थिक जे हर लेखकमे नञि विकसित होइछ । वास्तवमे, एहि तरहक प्रस्तुति अप्पन सभ बात पाठकक सोझाँ राखि जाइत अछि आ साहित्यक मर्यादा सेहो बनल रहैत अछि । एहने प्रयोग एहि बेर पाठकलोकनिकेँ श्री मण्डलजीक कलमसँ देखबाक लेल भेंटत; यथा :-

*रीशसँ रीशिया ठकुआ बाजल -*

> *"केतबो बानर जकाँ नांगरि पटैक कऽ रहि गेलैं, कहाँ एको धूर जमीन-जत्था अपनो पएर रोपैले भेलौ; जहिना बाप-दादा गुड़कैत एलौ तहिना गुड़कैत रहमेँ ।" .......................*

*फेर ठोर पटपटबैत भुसवा बाजल -*

> *"कहू ! जे आगूक जनमल ठकुआ छी, तखन केहेन कड़ुआएल बात छै जे जहिना सभ दिन गुड़कैत रहलैं तहिना गुड़कैत रहमेँ । हमरा जेकाँ की तोरा आसन बासन हेतौ ?"*

छठि पावनिक डालाक विभिन्न बस्तु सभकेँ पात्र बना बहुत सुन्नर रूपसँ अपना समाजक एहि तरहक प्रसंगकेँ चित्रित कएल गेल अछि । एहि तरहक प्रसंग कोनहु वर्गविशेषक नञि अपितु अपना समाजक हरेक वर्गक पिहानी अछि । किछ-किछु एहने प्रयोग संस्कृत साहित्यक पञ्चतन्त्र, हितोपदेश, सिंहासन बत्तिसी आ वैताल पच्चीसी आदिमे देखबामे आबैछ; हलाँकि ई बात अलग जे ओ सभ प्रायः बाल साहित्यक रूपमे लीखल गेल अछि ।

कतहु शिवचरण बाबू आ कालीचरण बाबूक यारी भेटत तँऽ कतहु भैयारी हक फरिछबैत सदानन कक्काक संग मनमोही काकी भेटतीह । कहुखन पोताक संग जितिया पावनिक करैत जीतलाल बाबा भेटताह तँऽ

कहुखन अपन पुर्वकृत्य पर पश्चाताप करैत देवानन्द भेटताह । आ बीचमे चटकार लैत भेटताह सोने कक्का आ सुचितलाल ।

*"काका, अहाँ ते तेहेन शिकारी जेकाँ बजलौं जे बुझ्झे ने पेलौं जे खिखिरक बोली देलिऐ कि हरिणक आकि कोइलीक । ................*

*.............. बौआ, तोहूँ कोनो आन थोड़े छह, समाजेक ने बेटा-भातिज छिअ । जेहने अपन बेटा-भातिज तेहने समाजक । बतीस दाँतक तरमे पड़ल छी, तँए जी-जाँति कऽ रखने छी । मुड़ी सुढ़िया कऽ बजैमे उकड़ू होइए । मुदा ऐठाम दुइए गोरे छह तँए जी खोलि बाजब ।"*

"गाम" - ई शब्द प्रायः हर नऽव पीढ़ीक लेल एकटा सुन्नर, शान्त आ उन्मुक्त सनि स्थान होइत अछि । हर पुरान पीढ़ी किछु बयस बीतलाक बात कहैत अछि जे गाम आब ओहेन नञि रहल (जेहेन ओ अपन नेनपनमे देखने रहथि) - गाम बदलि गेल अछि । एहि तरहक विचारभिन्नताक प्रक्रिया निरन्तर चलैत रहल अछि आ चलैत रहत; पर गाम तँऽ गामहि थिक । अन्तर अछि मात्र दृष्टिकोण (VIEW / ANGLE OF PERCEPTION / REFERENCE FRAME) केर - गाम तँऽ गामहि अछि । कतबहु बदलैत अछि तइयो हर पीढ़ीविशेषक लेल गाम ओ शहरक अन्तर ओतबहि अछि, हर व्यक्तिविशेषक नेनपन ओ वयस्क वा वृद्धावस्थाक लेल गामक परिवर्तन ओतबहि अछि आ से नियत (CONSTANT) अछि । नेना - भुटकाक आँखिमे बसल गामक चित्र अनुभवक आगिमे पाकल वयस्कक चित्रसँ प्रायः हमेशा भिन्न होइत अछि आ होइत रहत । ओकर बनाओल चित्रकें बुझबाक हेतु ओकरहि भावक संसारमे डुम्मी काटए पड़त । तेँ मास्टर साहेब (मास्सैव - श्यामलाल) गिरधरक बनाओल समाजक चित्रकें नञि बुझि पाबैत छथि जखनिकि सुबललाल ओकर अर्थ पढ़ि लैत छथि । मास्टर साहेब अनुभवक चश्मासँ चित्रकें देखबाक प्रयत्न करैत छथि । जखनिकि सुबललाल पोताक (गिरधरक) बालस्वभावमे उतरि चित्रक अर्थ पढ़ैत छथि -

"मास्सैव, केहेन बढ़ियाँ तँ सचित्र बनले अछि तखनि विचित्र की ? ................. पहाड़, समुद्र धरती, पताल, अकास सभ मिलि जे एकटा विराट सूरत बनल अछि, सएह तँऽ अछि।

..................... ई समुद्र भेल, समाजरुपी समुद्र । अथाह जलराशिक भण्डार । अहूमे जुआर उठै छै, जे हवा, पानिकें अपना पेटसँ निकालि अकासमे पसारैए, बर्खाक संग तूफानो उठै छै । जइसँ पानि, हवासँ धरती भरि जाइ छै ।

आगूक बात सुबललालक पेटमे रहनि आकि बिच्चेमे श्यामलाल बाबू दोसर रेखा पर आँगुर रखैत बजलाह - ई ?

ई धार भेल । जेकरा जीवनो-धार कहि सकै छिऐ, जे वैदिक धार कहियो कल-कल हँसैत, प्रवाहित होइ छल ओ आब मरण भऽ गेल । तँए पानिक जगह बालु उड़ैए ।"

हर प्रसंगक प्रायः एकाधिक पक्ष होइत अछि । किछु पक्ष नीको होइत अछि आ किछु अधलाहो । कएक बेर कोनहु प्रसंगक पक्ष व्यक्तिगत दृष्टिकोण पर निर्भर करैत अछि । जे जाहि दृष्टिकोणसँ देखैत अछि ओहि प्रसंगक पक्ष ओकरा ओहने नीक वा अधलाह बुझि पड़ैत अछि । प्रवास एकटा एहने प्रसंग थिक । प्रवास जे कि एक समय मिथिलासँ बाहर जायब आ तकर बाद देशसँ बाहर जायब केर अर्थ रखैत अछि । प्रवासकेँ — खास कऽ विदेशमे रहबाक प्रवासकेँ — मैथिली साहित्य हमेशा किछु तेसरे दृष्टि वा अधलाहे दृष्टिसँ देखलक अछि । किछु एहने सनि पिहानीक मजा भेटत मनोहर कक्का आ श्यामक संग । हाँ, संगमे सजमनि, कदीमा, रामझिमनी, झिमनी, करैल, पालक, ठरिया — आ पता नञि आओर की-की भेटत । आ अन्तमे भेटत

*"बौआ, कियो केतौ रहह मुदा रहत एही दुनियाँमे । जीब-मरब, अही दू शब्दमे दुनियाँ रचल-बसल अछि । ............................ बड़ बढ़ियाँ बड़ीटा दुनियाँ छै, जेतए मन फूड़ऽ तेतए रहऽ । धारक बीच जिनगी अछि तँए ओतए जा अपन धाराकेँ नञि तोड़ब ।*

विदेशक चर्च भेल तँऽ किछु बात हमरहु याद आयल । इङ्गलैण्डक अंग्रेजीमे (BRITISH ENGLISH) मुंगेर, रंग, बाघ, श्वेत रक्त कोशिका / कण, रक्त वर्णक आदिक लेल प्रयुक्त शब्दक स्पेलिङ्ग क्रमशः MONGHYER, COLOUR, TIGRE, LEUCOCYTE, HAEMOGLOBIN लिखल जाइत छल आ एखनहु लीखल जाइत अछि । ई सामान्य अंग्रेजी जननिहारक लेल किछु कठिनाह छल । तेँ अमेरिकामे एकर सरलीकरणक प्रयास कएल गेल । उपरोक्त शब्दसभ अमेरिकी अंग्रेजीमे (AMERICAN / SAM ENGLISH) क्रमशः - MUNGER, COLOR, TIGER, LEUKOCYTE , HEMOGLOBIN - एहि प्रकारेँ लिखल जाए लागल । एहि प्रकारक स्पेलिङ्ग सर्वसामान्य द्वारा कएल जा रहल उच्चारणक बेस नजदीक छल आ तेँ सुग्राह्य सेहो । प्रारम्भमे अंग्रेजीक विद्वान ओ साहित्यकार लोकनिक दिशिसँ एहि प्रयासकेँ अतिशय दमण ओ असहयोगक सामना करए पड़ल । एहि नऽव लेखनशैलीकेँ साहित्यिक मञ्चसभ पर हीन दृष्टिसँ देखल जाइत छल । बादमे दुहु देशक सरकार दिशिसँ समन्वयक प्रयास भेल । अंग्रेजी साहित्यक विभिन्न देशक नियामक संस्थासभक बैसार भेल आ निर्णय लेल गेल जे दुहु प्रकारक अंग्रेजी लेखनशैलीक मान्यता एक समान होयत तथा कोनहु लेखन शैलीकेँ आगाँसँ उत्कृष्ट वा कनिष्ठ नञि कहल जाएत । आइ दुहु लेखनशैली समान रूपेँ प्रतिष्ठित अछि । दुहु लेखन-पद्धति प्रचलनमे अछि पर नऽव शैली उच्चारणानुरूप होयबाक कारण बेसी सुविधाजनक अछि आ ग्रेट-ब्रिटेन छाड़ि विश्व भरिमे तेजीसँ पसरि चुकल अछि ।

मुख्य विषयसँ थोड़ेक कात-करओट भागि गेलहुँ, पर भोतिआएल नञि छी, कात-करओट भागब सर्वथा आवश्यक बुझना गेल तेँ गेलहुँ । जहिना अंग्रेजीक नऽव शैली छल तहिना मैथिलीमे सेहो नऽव शैली स्वतः आयल जे उच्चारणानुरूप लीखल जाइत अछि । मैथिलीक एहि नऽव शैलीक अन्तर्गत बहुत रास नऽव रचनाकार (अपन रचनाकालक अनुसार नऽव नञि कि वयसक अनुसार) आबैत छथि, जाहिमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजी सेहो छथि । अंग्रेजी जेकाँ मैथिलीमे कोनहु उच्च सर्वमान्य नियामक संस्था नञि होयबाक कारणेँ बहुधा एहि नऽव

लेखन-शैलीकें हीन बुझल जाइत अछि जे कि हमरा नजरिमे सर्वथा अनर्गल थिक । मैथिली साहित्यिक संस्थासभकें अंग्रेजी जेकाँ समन्वयात्मक रस्ता अपनेबाक चाही । मैथिलीक प्राचीन आ नऽव दुनु शैली समान रूपें प्रतिष्ठित होयबाक चाही । रचनाक स्तरीयता देखल जयबाक चाही नञि कि शैलीक आधार पर स्तर गढ़ल जयबाक चाही ।

मैथिलीक नऽव लेखन पद्धति - जे कि उच्चारणानुरूप अछि - ताहिमे रचना होयबाक कारणें सामान्य वा सामान्यसँ कम मैथिलि जननिहारकें सेहो कोनहु असुविधा नञि होयतन्हि । "गामक शकल सूरत" नामक एहि लघुकथा संग्रहमे सर्वत्र सरल मैथिलीक प्रयोग भेल अछि । यथा - पावनि केर बदला पावैन, पएने केर बदला पेने, कहलन्हि केर बदला कहलैन, बजलहुँ केर स्थान पर बजलौं,फोलब केर स्थान पर खोलब, जिउब केर स्थान पर जीब, आदि । एहि प्रकारें ई लघुकथा संग्रह अपन कथावस्तु आ लेखनशैलीक बल पर पाठकलोकनिक बीच अपन उत्कृष्ट स्थान सुनिश्चित करत से आशा , बाकी पाठकवृन्द पढ़लाक बादे बतओताह ।

पोथीक नाँव – गामक शकल सूरत

लेखक – श्री जगदीश प्रसाद मण्डल

प्रकाशक – श्रीमति प्रेमकला देवी, ग्राम व पो॰-बेरमा (मधुबनी)

प्राप्ति स्थान - पल्लवी डिस्ट्रिब्युटर, वार्ड नं॰-06, निर्मली (सुपौल), पिन कोड - 847452

दाम (अजिल्द / साधारण संस्करण) - भारतीय रु॰ 151/ मात्र

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

प्रणव झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड नई दिल्ली

एकटा लघुकथा

**अंबर**

"Mr. Jha, your leave has been sanctioned. You can proceed for leave. Have a great journey." ई ई-मेल पढैते सुमनजी के मोन खुशी से मयुर सन नाच लागल । सुमनजी नोयडा क एकटा इंजिनियरिंग कालेज मे बीटेक(ईसीई) प्रथम सेमेस्टर के छात्र छलाह । दुइए मास पहिने त हिनकर एडमिशन एत भेल छलैन, किंतु ओ अपन क्षेत्र सं पहिल बेर बाहर आयल छलैथ आ इंजिनियरिंग मे प्रवेश के बाद इ पहिल

दूर्गापूजा ! गाम कोना नै जायब ! आ गामों मे त मां-बाबू-बहिन, दोस्त-महिम सेहो सब त आंखि पाथने अछि हिनका देख लेल । ई सब सोचैत-सोचैत सुमनजी के पुरना गप्प सब मोन पर लगलैन ।

बचपने सं ओ एकटा औशत मेधा के छात्र छलाह । साधारण परिवार के बालक, आ घर मे पढ मे सभसं बेस होसगर । स्वाइत परिवार आ सर-कुटुमैति मे लोक सब हिनका मे बाबू-इंजिनियर आदि बन के आश लगाब लागल । जखन इ मैट्रीक क परीक्षा प्रथम श्रेणी मे निक नंबर सं उत्तीर्ण केलैथ त ओ आश के बल भेटल आ हिनका सीएम साईंस कालेज मे इंटर(गाणित) संकाय मे प्रवेश भेट गेलैन । इंटर क पढाई के दौरान हिनका मे इंजिनियरिंग कर के महत्वाकांक्षा बलवंत होइत गेल । ओ दरिभंगा मे एकटा कोचिंग सेहो पकैर लेलैथ आ १२वी के परीक्षा संगे जेईई(मेन) के परीक्षा मे सेहो बैसलाह । किंतु औशत छात्र के विडंबना होई अछि कि ओ नै आरे होइ अछि आ नै पारे ! जेईई(मेन) मे ठीक ठाक कहल जाइ बला रैंक भेटक छलैन्ह किन्तु एतेको निक नै जे जेईई(एड्वांस) के लेल उत्तीर्ण कहल जाय अथवा एन.आई.टी अथवा कोनो अन्य टाप इंजिनियरिंग कालेज मे प्रवेश भेटैन्ह । अत: हिनको लग वैह विकल्प छल जे बहुत पाछां रैंक बला सब के लेल सेहो खुजल छल, अर्थात अन्य प्राईवेट इंजिनियरिंग कालेज ।

यद्यपि हिनका इहो देखना गेलैन जे हिनका सं बहुत पाछु रह बला एसी/एसटी कोटा के क्षात्र सब के एन.आईटी मे प्रवेश भेट रहल छल। इ बात हिनका दूध मे मांछी सन बुझना गेल छल । हिनकर मोन कुंठित होमय लागल छल । ताहिपर सं परिवार-समाज क प्रश्नवाचक द×ष्टी हिनका आर बेसी विचलित करय लगलैन । किछु गोटे राय देलखिन जे एहि बेर छोड़ आ पटना/दिल्ली जा क तैयारी कर ग, अगिला बेर आईआईटी/एन.आईटी मे एडमिशन भैये जेत । सुमनजी के मोन एहि उहापोह मे छल ताहि बीच हुनका यार कक्का सं भेट भ गेलैन जे छुट्टी मे गाम आयल छलैथ । ओ हिनका बुझेलखिन जे हौ, तोहर जे स्थिति छ: ताहि मे कोन गारंटी जे अगिला बेर तोरा आईआईटी/एन.आईटी मे एडमिशन भैये जेत ? आ जौं नै भेटल त इंजिनियरिंग कर के सपनो पर कुठाराघात भ सकै छ: । ताहि सं निक अछि जे तोहर रैंक निक छ: आ कोनो नीक प्राईवेट इंजिनियरिंग कालेज मे ईसीई/सीएस आदि संकाय मे प्रवेश भेट जेत। आ एहन ठाम प्रवेश भेला पर एजुकेशन लोन भेटबा मे कोनो भांगट नै रहत। आ ओहि सलाह के परिणामस्वरूप आई सुमनजी एत बीटेक क रहल छैथ । इ सब सोचैत सोचैत सुमनजी के पता नै कखन आंखि लागि गेलैन ।

नियत समय पर सुमनजी गाम पहूंचला । गाम मे यार-दोस्त, मां-बाबू-बहिन-पितियाइन सभ सं भेंट कय क मोन हर्षित भेलैन । यार दोस्त मे कनि हवा-पाईन सेहो छोड़लैथ किंतु एन.आई.टी मे प्रवेश नै भेटै के कुंठा अखनों धरि कहीं हिनका मोन मे अटकल छल जे कखनो क हिनका मोन के विचलित क देइत छलैन ।

सतमी के सांझ मे ओ दुर्गास्थान मेला मे गेलैथ त अचानक हिनकर नजैर एकटा श्यामवर्णीय ६ फ़िट के छौंरा पर गेल जे फ़ुकना-पिपही बेच रहल छल । 'अंबर' यैह नाम छल ओकर । अचानक ओकरा एहि अवस्था मे देख सुमनजी के ह×दय द्रवित आ ग्लानित होमय लागल । ओ ओकरा सं नजैर चोरा क एम्हर आम्हर घुमय लगला किन्तु ध्यान हिनकर ओकरे पर टांगल छल । पुन: किछु पुरान गप्प मोन पड़ लगलैन ।

ओ स्कूल मे हिनके संगे पढै छल, किन्तु १०वी के बाद कहियो भेंट नै भेल छल । भगवान जनैथ मैट्रीक पासो केने छल कि नै ! ओ बचपने सं लंबा छल, पैघ-पैघ केस राखै छल, श्यामवर्णीय छल आ देख मे खास नै छल, किन्तु

तैयो स्कूल मे ओ अपना के अमिताभ बच्चन कहै छल, आ स्वाईत आनो बच्चा सब ओकरा व्यंगात्मक रूप सं या डरे अमिताभ बच्चन कहै छल । ओहो Schedule Cast छल आ पढै मे बज्र भुसकौल (शायद अपन परिवेश के कारण अथवा शायद भगवान ओकरा ओहने बनेने छलखिन) । तथापि ओकरा stipend भेटनाई ओहि समय मे हिनका समझ मे नै आबै छल । आइ ओकरा ऐ स्थिति मे देख क सुमनजी के मोन मे होमय लागल जे कदाचित एकर कोनो मजबूरिए हेतै जे इ पढ के बयस मे इ छोट छिन धंधा क क जीविका कमेबाक प्रयास क रहल अछि ! दू-चारि दिन बाद बाजार जैबा क क्रम मे ओ फ़ेर सुमनजी सं टकरा गेल । सुमनजी कन्नी काटि क निकैल जाय चाहय छलखिन किन्तु अंबरे हिनका टोकलक : - "की दोस कि हाल चाल?" फ़ेर कुशल-क्षेम के बाद गप्प क क्रम मे ओ बतेलक जे "कि बताबियौ दोस, पढ मे त हम कहियो ठीक छलियौ नै। कहुना थर्ड डीविजन से मैट्रीक पास केलौं तै के बाद बाबू सुशील डाक्टर साहब लग काज पर लगा देलकौ ओत्तै साफ़-सफ़ाई के काज करै छी आ कंपाउंडरी सेहो सीख रहल छी । तों त आब मस्त इंजीनियरिंग क रहल छैं, आ करौ किए नै, बचपने सं पढै बला बच्चा छलैं" इत्यादि । गप्पक क्रम मे सुमनजी के मन:स्थिति सामान्य होइत गेलैन आ अंतत: ओ ओकरा सं फ़ुकना बेचै बाली बात पुछिए लेलैथ। ओ उत्तर देलक: "देखही दोस, हम भेलौं मुर्ख गरीबहा लोक, ई मेले-ठेले मे त दू टा उपरी आमदनी कमाय के मौका होई अछि से मौका कोना क गंवाबी । आ बात जहां धरि इन्जोय कर के अछी त मेला मे उपस्थितिए इन्जोय के गवाही बनि जाय अछि । किछु लोक मेला मे खरीद क इन्जोय करै अछि, हमरा सन लोक बेच क ।

अंबर सं बात केला उत्तर आ ओकर खुशगवार मिजाज देख के पश्चात सुमनजी के आत्मग्लानी समाप्त भ गेल छल । ओ सोचै लागल जे अंबरा के परिस्थिति जे भी देलकै अछि ओकरा ओ अपन मौका बुझि सहर्ष स्वीकार केलक अछि आ आनंदपूर्वक अपन कर्म क रहल अछि । त परिस्थिति हमरा त एकरा सं बड्ड निक मौका देने अछि अपन कर्म कर लेल आ अपना आ समाज के बहुत किछु देब लेल । आब सुमनजी के आत्मा सं आईआईटी/एन.आई.टी मे प्रवेश नै भेट के बोझ सेहो उतरि गेल छल । ओ प्रण केलैथ जे ओ बीटेक के पढाई परम लगन सं करता आ अपना के पैघ सं पैघ मुकाम पर स्थापित कर के प्रयत्न मे कोनो भांगट नै रह देथिन । संगहि एससी/एसटी के प्रति वैमनस्य के भावनों समाप्त भ गेल छल । सुमनजी के आब इ एहसास भ गेल छल जे 'अंबर' सन कतेको अछि जे परिवेश के मारल अछि आ एहन लोक के किछु विशेष सुविधा भेट मे कोनो अतिस्योक्ति नै अछि । आब हिनकर मोन ओहिना शांत आ ताजा भ गेल छल जेना बवंडर के बाद मेघ पड़ला उत्तर सब साफ़ आ ताजा भ जाई अछि ।

- ०४.०५.२०१५

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

"रेहनपर रग्घू"- श्री काशीनाथ सिंह (हिन्दीसँ मैथिली अनुवाद श्री विनीत उत्पल)

**श्री काशीनाथ सिंह:** जन्म१९३७जनवरी ०१:, कथा संग्रह: कहनी उपखान , उपन्यास- अपना मोर्चा , काशी का अस्सी, रेहन पर रग्घू । संस्मरण: घर का जोगी जोगड़ा , याद हो कि न याद हो , नाटक: घोआस

**विनीत उत्पल:**विनीत उत्पल :जन्म)7 अप्रैल, 1978, ननिहाल पूर्णिया जिलाक सुखसेना गाममे।( पैतृक घर : आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षा मुंगेर जिला अंतर्गत रणग्राम आ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर विश्वविद्यालय, भागलपुर सँ गणित विषय मे बी(आनर्स) .सी.एस., मारवाड़ी कॉलेज, भागलपुर। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्ली क हिंदी विभाग सँ जनसंचार आ रचनात्मक लेखन मे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्ली सँ अंग्रेजी पत्रकारिता मे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। गुरु जम्भेश्वर विश्वविद्यालय, हिसार सँ जनसंचार मे मास्टर डिग्री। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्ली क नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कानफ्लीक्ट रिजोल्यूलशन क पहिल बैचक छात्र आ सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्ली सँ फ्रेंच भाषाक शिक्षा। छात्र जीवनमे रोट्रेक्ट क्लब, भागलपुर रोटरी) इंटरनेशनलक युवा शाखासँ जुड़ल (, कएकटा संबद्ध पत्रपत्रिकाक संपादन। जामिया- मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीक हिन्दी विभागमे अध्ययनक दौरान 'हमारी पहचान" नामक पाक्षिक समाचार पत्रक संपादक मंडलक सदस्य। दिल्लीसँ प्रकाशित कएकटा राष्ट्रीय अंग्रेजी समाचार पत्रमे ग्रामीण विकासक खबरिक विश्लेषण, हिन्दीक प्रचारप्रसारमे केंद्रीय वित्त मंत्रालयकेँ - रात दंगामेयोगदानक अलावा गुज अंग्रेजी आ गुजराती मीडियाक भूमिकापर लघुशोध। हिन्दी, मैथिली, अंग्रेजी भाषामे विपुल लेखन आ सुनीता नारायण, शशि थरूर, महेश रंगराजन आदिक लेख सभक अंग्रेजीसँ हिन्दीमे अनुवाद। वरिष्ठ पत्रकार अरविंद मोहन द्वारा संपादित 'लोकतंत्र का नया लोकपायन भट्टाचार्यमे उपलब्ध द्वै ", जीकोटेश्वर प्रसाद आ नलिनी. रंजन मोहंतीक अंग्रेजी लेख सभक अनुवाद आ पुनर्लेखन। अनियमितकालीन कला पत्रिका 'कैनवास मे समन्वय संपादक ।मैथिली कविता संग्रह "'हम पुछैत छी" प्रकाशित।
साहित्य अकादमी सँ पुरस्कृत हिन्दीक वरिष्ठ कथाकार उदयप्रकाशक दीर्घ/कथा- उपन्यास 'मोहनदासक मैथिली " अनुवाद।पत्रकार, लेखक, कवि आ अनुवादक विनीत उत्पल, दैनिक भास्कर, दिल्ली प्रेस, हिन्दुस्तान, देशबंधुमे पत्रकारिताक बाद आइकाल्हि राष्ट्री-य सहारा, नई दिल्लीमे वरिष्ठ उपसंपादकक पदपर कार्यरत रहथि।

रेहनपर रग्घू

रेहनपर रग्घू

१

जनवरीक ओ साँझ कहियो नै बिसरब।

साँझ तँ मौसम कऽ देने छल मुदा रहए दुपहरिया। कनी काल पहिने रौदे छल। ओ खेनाइ खेने छल आ खा कऽ अखन अप्पन कोठलीमे पटायले छल आकि एकबैग बिर्रो ऐल। घरक सभटा खुजल खिड़की-दरबज्जा धाँइ-धाँइ करैत अपनेसँ बन्द हुअए लागल आ खुजए लागल। किल्ली उड़ि कऽ कतौ खसल आ भट-भट की-की केना-केना

खसऽ लागल, लागल जेना धरती थरथरा रहल अछि आ भीत हीलि रहल अछि। अकास कारी खटखट भऽ गेल छल आ चारू दिस अन्हार गुज्ज छल।

ओ उठि कऽ बैसि रहल।

अंगना आ दरबज्जा बड़का-बड़का ओला आ बरफक पाथरसँ छरा गेल, दलानक रेलिंग टूटि कऽ दू लग्गा दूर जा कऽ धड़ामसँ खसल। एकर बाद जे निराउ बर्खा बरिखब शुरू भेल तँ ओ पाइनक बुन्नी नै छल, लागए जेना पाइनक बड़हा छल, जकरा पकड़ि कऽ कियो चाहए तँ ओतऽ धरि चलि जाए जतऽ सँ ओ छोड़ल आकि खसाएल जा रहल छल। मेघ लगातार गरजि रहल छल, दूर नै, लगेमे माथक ऊपर जेना बिजलौका लौकि रहल छल, दूर नै, खिड़कीसँ भीतर आँखिमे।एकहत्तरि बर्खक बूढ़ रघुनाथ अवाक! ई एकाएक की भऽ गेल? की भऽ रहल छै? ओ मुँहपरसँ बनरटोपी हटेलक, देहपर पड़ल सीरक हटेलक आ खिड़की लग ठाढ़ भऽ गेल।

खिड़कीक दुनू पल्ला अड़काक टेकसँ खुजल छल आ बाहर दिस देखि रहल छल। घरक आगुए कदम्बक बड़का गाछ छल मुदा ओकर पता नै चलि रहल छल, अन्हारक कारण, आ बर्खाक कारण जे धऽ कऽ तोपने छल, पथियाक पथिया उझील रहल छल। छातक डाउन-पाइपसँ पाइनक धार खसि रहल छल आ ओकर हहारो अलगेसँ सुना दऽ रहल छल। एहेन मौसम, एहेन पाइन आ एहेन हवा ओ कहिया देखने छल? दिमागपर जोर देलापर मोन पड़ल- साठि-बासठि बर्ख पहिने! ओ स्कूल जाए लागल छल, गामसँ दू माइल दूर। मौसम खराप देखि कऽ मास्टर समयसँ पहिने छुट्टी दऽ देने छल। ओ सभ नेना-भुटकाक संगे गाछी पहुँचले छल आकि आन्ही-बिर्रो-पाइन आबि गेल आ अन्हार पसरि गेल। सभ कियो आमक गाछक अढ़ लेबऽ चाहलक मुदा बिर्रो ओकरा सभकेँ जेना लऽ कऽ उड़ि गेलै आ गाछीसँ बाहर धानक बाधमे लऽ जा कऽ पटकलकै। ककरो झोराक आ किताब-पत्तरक कोनो पता नै छलै। पाइनक बुन्नी ओकर देहपर गोलीक छर्रा सन लागि रहल छलै आ ओ मारे चिचिया रहल छल। बिर्रो थम्हलाक बाद जखन पाइन-बुन्नी कनी कम भेल तँ गामक लोक लालटेन आ डिबिया लऽ कऽ बहार भेल छल ताकै लेल। ई एकटा अनहोनी छल आ अनहोनी जँ नै हुअए तँ जिनगी की?

आ ईहो एकटा अनहोनीये छल जे बाहर एहेम मौसम छै आ ओ कोठलीमे अछि।

कत्ते दिन भऽ गेल बर्खामे भिजना?

कत्ते दिन भऽ गेल गरमी मासक दुपहरियाक बहैत लूमे घुमना?

कत्ते दिन भऽ गेल जेठक गुमारमे झरकनाइ?

कत्ते दिन भऽ गेल इजोरिया रातिमे बौएनाइ?

कत्ते दिन भऽ गेल ठारमे ठिठुरि दाँत कटकटेनाइ?

की ई अही लेल होइत अछि जे हम एकरासँ कोना बचि कऽ रही? बचि-बचि कऽ चली? आ अही लेल की एकरा भोगी, एकरा जीबी, एकरासँ दोस्तियारी करी, गप करी, माथपर बैसाबी?

हम एकरासँ एना व्यवहार कऽ रहल छी जेना ई हमर शत्रु अछि। किए कऽ रहल छी एहेन?

एम्हर कतेक दिनसँ रघुनाथकेँ लगैत छलन्हि जे ओ दिन दूर नै जखन ओ नै रहत आ ई धरती रहि जाएत। ओ चलि जाएत आ ऐ धरतीक वैभव, एकर ऐश्वर्य, एकर सौन्दर्य- ई मेघ, ई रौद, ई गाछ-बृच्छ, ई फसिल, ई धार, कछार, जंगल, पहाड़ आ ई सभ किछु एतऽ घुरि जाएत। ओ ई सभ किछु अप्पन आँखिमे बसा लैक चाहैत अछि जेना ओ जँ चलियो जाएत तँ ओकर आँखि अतै रहि जेतै। चमड़ीपर सभ चीजक थाप सोखि लै लऽ चाहैत अछि जेना चमड़ी केंचुल जकाँ एतऽ घुरि जाएत आ ओकर स्पर्श हुनका लग पहुँचैत रहत। हुनका लागैत छल जे बेसी दिन आब हुनका नै अछि जाइमे। भऽ सकैए जे ओ दिन काल्हि हुअए, जहिया हुनका लेल सुरुज नै उगै। उगत तँ अबस्से मुदा से दोसर लोक सभ देखत, ओ नै। की ई सम्भव नै अछि जे ओ सुरुजकेँ बान्हि कऽ अपना संग लेने जाए, ने ओ रहत, ने ओ उगत आ नहिये कियो आर ओकरा देखत! मुदा एकटा सुरुजे सौंसे धरती तँ नै, ओ कोन-कोनक बौस्तुकेँ बान्हत आ ककरा-ककरा देखबासँ रोकत?

हुनकर हाथ एतेक नम्हर किए नै भऽ जाइ छन्हि जे ओइमे सभटा धरतीकेँ समेटि लिऐ आ मरै वा जिअए तँ सभक संग!

मुदा एकटा मोन आर छल, रघुनाथक जे हुनका धिक्कारि रहल छल, काल्हि धरि कतऽ छल ई प्रेम? धरतीसँ प्रेमक ई आतुरताइ? ई अहलदिली? काल्हि सेहो ई धरती छल। यएह मेघ, अकास, तरेगण, सुरुज, चन्द्रमा छल। धार, निर्झर, सागर, जंगल, पहाड़ छल। यएह गली, मकान, चौबटिया छल। कतऽ छल ई अहलदिली? फुरसति छल हुनका ई सभ देखै कऽ? आइ जखन मृत्यु बिलाड़ि जकाँ आस्तेसँ कोठलीमे ढुकि रहल अछि तखन बाहरक जिनगीक अबाज सुनाइ दऽ रहल अछि?

सत-सत बाजू रघुनाथ। अहाँकेँ जे भेटल अछि ओकरा लऽ कऽ कहियो सोचने रही? कहियो सोचने रही जे एकटा छोट सन गामसँ लऽ कऽ अमेरिका धरि पसरि जाएब? ओसारपर पिरहीपर बैसि कऽ रोटी-पियाजु-नून खाइबला अहाँ अशोक विहारमे बैसि कऽ लंच आ डिनर करब?

मुदा रघुनाथ ई सभ नै सुनि रहल छल। ई अबाज बाहरक गड़गराहटि आ बर्खाक अबाजमे दबि गेल छल। ओ अप्पन सकमे नै छल। ओकर नजरि कोनमे राखल लाठी आ छत्तापर गेल। जाड़क ठंढ़ी ओहिने भयंकर छल आ ऊपरसँ ई ओला आ बर्खा। हिम्मत जवाब दऽ रहल छलै, तकर बादो ओ दरबज्जा खोललक। किल्ली खोलि कऽ ओ ठाढ़ भेल तँ दरबज्जा अपने खुजि गेल। सिहकैत बसात सनसना कऽ भीतर पैसि गेल आ ओ डरा कऽ पाछाँ हटि गेल। फेरसँ ओ साहस केलक आ बाहर जेबाक तैयारी शुरू कऽ देलक। पूरा बाँहिबला गरम गंजी पहिरलक, ओइपरसँ सूती अंगा, ओइपरसँ स्वीटर आ ऊपरसँ कोट। ऊनी पैंट ओ पहिनहिये पहीर लेने छल। यएह ओकर जाड़क मासमे भोरमे टहलबाक वस्त्र छल। मोफलर सेहो छलै मुदा ओइसँ बेसी जरूरी छलै गमछा।

बर्खाकेँ देखैत जेना-जेना कपड़ा भिजैत जेतै ओ एकाएकी उतारैत जाएत आ फेकैत जाएत आ अन्तिममे रहि जेतै मात्र ई टा गमछा।

ओ अप्पन पहिराबा-ओढ़ाबासँ आब सभ तरहेँ निश्चिन्त छल मुदा खाली माथकेँ लऽ कऽ ओ ततमतमे छल, कनटोप ठीक रहतै आकि माथमे गमछा बान्हि लए।

ओला जतेक खसबाक रहै से खसि गेल छलै। आब ओकरा कोनो अन्दाज नै छलै। ओ गमछाकेँ गरदनिक चारू दिस लपेटि लेलक, खालिये माथ बहरा गेल।

आब ने कियो रोकैबला छलै आ ने टोकैबला। ओ कहलक- "रौ मोन! घुरि कऽ आबि जेमेँ तँ वाह-वाह आ नै घुरि कऽ आबि सकमे तँ वाह-वाह।"

बर्फ सन पाइनक अन्हार बीहरिमे उतरबासँ पहिने ओ ई नै सोचने छल जे भीजल कपड़ाक भार संग एक्को डेग बढ़ैब ओकरा लेल मोश्किल हेतै।

ओ कोठलीसँ तँ बहरा गेल मुदा गेटसँ बाहर नै जा सकल।

छत्ता खुजलासँ पहिने जे पहिलुक बुन्न ओकर बिन झाँपल केशहीन चानिपर पड़लै तँ ओ तुरत्ते बूझि नै सकल जे ई बिजलौका खसल छलै आकि लोहाक किल्ली खसल छलै जे माथमे भूर करैत भीतरे-भीतर तरबा धरि पहुँचि गेलै। ओकर सम्पूर्ण शरीर झनझना गेलै। ओ पानिक अछारसँ डरा कऽ बैसि गेल मुदा भिजबासँ नै बचि सकल। जाधरि छत्ता खुजितै ताधरि ओ पूरा भीजि गेल छल। आब ओ ओझरीमे पड़ि गेल छल, बर्फ सन बसात आ अछारक बीच। हबा टूटल दूभि सन हुनका उड़ा रहल छल आ अछार धरतीपर पटकि रहल छल। भीजल कपड़ाक भार हुनका उड़ऽ नै दै छल आ हबा हुनका घिसिया रहल छल। हुनका एतबेटा मोन छन्हि जे लोहाक गेटपर ओ कतेक बेर भहरा कऽ खसला आ ई बेर-बेर तखन धरि भेल जखन छत्ताक कमची टूटि गेल आ ओ उड़ैत गेटक बहार जा कऽ बिला गेल। आब ओकरा एना लगै छल जेना बसात ठामे-ठाम नोचि रहल होइक आ पाइन धीपल लोहसँ दागि रहल होइक। बेहोश भऽ कऽ खसबासँ पहिने ओकरा लग दिमागमे ज्ञानदत्त चौबे एलै। ओ दू बेर आत्महत्या करबाक विचार केने छल- पहिल बेर लोहता स्टेशनक रेलक पटरीपर गाम-घरसँ दूर निर्जनमे, जतऽ कियो आबै जाइ नै छल। तइ काल ओ सामान्य पैसेंजर वा मालगाड़ीकेँ नै, एक्सप्रेस वा मेलकेँ चुनने छल, किएक तँ जे हुअए से हुअए खट दऽ, एक्के निशाँसमे, जइसँ तकलीफ नै होइ। ओ पटरीपर सुतले छल आकि मेल अबैत देखा पड़लै। पता नै किए ओकरामे जीवनसँ मोह उत्पन्न भऽ गेलै आ ओ उठि कऽ भगबापर छल आकि ठेहुन लगक एकटा पएर खचाक।

ई तँ मरैसँ बेसी खराप भेलै। बैशाखीक आश आ घरक लोकक गाइर आ धुत्कारी। एक बेर फेर आत्महत्या करबाक धुनि सवार भेलै ओकरापर। ऐबेर ओ चुनकक सिमानपरबला इनार। ओ अप्पन बैशाखी फेकि कऽ ओइमे फांगि गेल छपाकसँ आकि एकटा बरहा पकड़िमे आबि गेलै। तीन दिन बिन खेने पीने भूखल सोर पाड़ैत रहल ओ इनारमे आ निकलल तँ दोसर पएर तोड़बा कऽ।

आइ वएह ज्ञानदत्त - बिन पएरक ज्ञानदत्त- चौबटियापर भीख मंगैत अछि। मरबाक ओकर इच्छा ओकरा कतौ कऽ नै छोड़लकै। मुदा ई हरमजदा ज्ञानदत्त ओकरा मोनमे एलै किए नै? ओ मरबाक लेल तँ नै निकलल छल? निकलल तँ छल ओ पाइनक ठोपक लेल, ओला सभक लेल, बसात लेल। ओ ऐ बातपर आबि गेल जे जीवनक अनुभवसँ पैघ अछि जीवन। जखन जीवने नै तँ अनुभव केकरा लेल।

२

पहाड़पुरमे रघुनाथ एक्केटा छल।

ओना कहैक लेल रामनाथ, शोभानाथ, छविनाथ, शामनाथ, प्रभुनाथ सेहो सभ छल मुदा ओ रघुनाथ नै छल।

आ रघुनाथक ई भाग्य छल जे जतऽ कतौ ओ देखा पड़ै छल, गाम घरक लोक बिख-सबिख भऽ जाइ छल आ पैघ साँस लैत कहै छल- बाह! की भाग्य पेलक अछि ई बिरनल! रघुनाथ पहाड़पुर गाममे असगरे पढ़ल लिखल लोक छल। डिग्री कॉलेजक अध्यापक। दुब्बर-पातर नमगर-छरगर देहबला। शुरुहक दस बरख धरि साइकिलसँ अबैत जाइत छल, बादमे स्कूटरसँ। पछिला सीटपर पहिने बेटी बैसै छलै, बादमे बेटा बैसऽ लगलै। कहियो एकटा, कहियो दुनू। मोटा-मोटी पाँच-छह माइलक दूरी रहै।

सभ सुखी आ सफल लोक सन रघुनाथ सेहो अपना जीबा लेल, आगाँ बढ़बा लेल आ अकास छूबा लेल किछु ईलम ताकि लेने छल। सत्य पूछू तँ ओ तकने नै छल, ओकरा प्रकृतिमे छलै। ओ खाली बूझि गेल छल आ ओकरा ओ नित्य व्यवहारक संग बनौने छल। ओ पातर आ नमगर छल आ तइसँ कने लीब कऽ चलै छल। कतौ अबैत-जाइत काल, केकरोसँ भेँट-घाँट करैत काल, बाजैत काल ओ कनी लीबल रहै छल। पहिल बेर ओ अप्पन बारेमे केकरो दोसरासँ गप्प करैत प्रिन्सिपल साहेबक मुँहसँ "विनम्रता" शब्द सुनलक। एहेन हुनकर प्रशंसामे कहल गेल छल। जइ लीबल रहैमे ओ लाजक अनुभव करै छल, ओकर वएह खूबी छल, ई नव बोध ओकरा भेलै। ऐमे ओ आगू जा कऽ दूटा खूबी आर जोड़ि देलक, मुस्कियेनाइ, आ सहमति देनाइ। कियो किछु कहितिऐ ओ मुस्कियाइत रहितिऐ आ समर्थनमे मूड़ी हिलाबैत रहितिऐ। ई तखने सम्भव छलै जखन अहाँ अपना दिससँ कम बाजी।

ऐ तरहेँ रघुनाथ विनम्रता, कम बाजाभूकी आ मुस्की संगे जीवनक यात्राक प्रारम्भ केने छल।

आ एकरा संयोगे कहियौ जे ओ कहियो असफल नै भेल। ऐ संयोगकेँ दोसर लोक सभ "भाग्य" कहैत छल। आ ऐपर रघुनाथ सेहो विश्वास कऽ लेने छल। भेल ई जे एक बेर ओ जखन कॉलेजसँ साइकिलसँ घर घुरि रहल छल तखन ओ देखलक जे ओकर साइकिलक चेन टूटि गेल छै। ओ साइकिलकेँ कॉलेजमे छोड़ि देलक आ बुलि कऽ आबऽ लागल। गर्मी मास, रौद खूब, हवा कतौ नै, देह घामसँ भीजल। बाटमे कतौ गाछो-पात नै। अकासमे मेघ छलै मुदा दुरस्तमे। हुनकर मोन बाजल- "ओह! ई मेघ जँ रहितए माथक ऊपर छत्ता सन।" आ देखू, एक फर्लांग

एबे कएल रहए आकि मेघ सत्ते ओकर माथक ऊपर आबि गेलै। आ एतबेटा नै, ओ मेघ हुनका संगे छाह करैत गाम धरि आएल।

अगिला दिन ई सिद्ध भऽ गेल जे ई मात्र भ्रम नै छल। ओ वर्गमे पढ़ेबा लेल जहिना बिदा भेल, तहिना ध्यान गेलै जे कलम नै छै। चाहे तँ ओ घरेमे छूटि गेलै आकि बाटमे खसि पड़लै। ओ एखन क्लासमे पहुँचलो नै छल आकि आगू हॉलमे ओकरा एकटा कलम खसल लखा देलकै, रौदमे चमकैत।

एहेन गप आन लोकक संग सेहो होइत अछि मुदा नै जानि किए हुनका लगै छल जे दीनदयालु परमपिताक हुनकापर विशेष कृपा छन्हि। ओ हुनकर सभ सुविधा-असुविधाक ध्यान रखैत अछि। ऐसँ जे ओ चाहैत छथि ओ देर सबेर भऽ जाइत अछि।आ देखू जे ओ जखैन-जखैन चाहलक, जे जे चाहलक से भेल गेल। हुनका किछु करऽ नै पड़ल, अपने मोने भऽ गेल।

पढ़ाइ खतम केलाक बाद ओ शोध कऽ रहल रहथि आ हुनकर मोन नै लागि रहल छलन्हि। आब कहिया धरि ओ करैत रहितिऐ शोध? कतौ नोकरी भेटि जेतिऐ तँ जान बचितिऐ।

आ बेसी दिन नै बितलै आ हुनका नोकरी भेटि गेलन्हि।

एकर श्रेय ओ हालेमे जन्मल अपन बेटीकेँ देलक। बेटी लक्ष्मी होइत अछि। वएह अप्पन संगे आ अपना लेल हुनकर नोकरी लऽ कऽ आएल छल। मुदा आब एकर बाद एकटा बेटा चाही। ई ओ नै, हुनकर हृदय बाजल।

आ देखू, चारि बर्खक बाद बेटा सेहो आबि गेल। एकर बाद एकटा आर बेटा- बस!

ऐ तरहेँ एकटा बेटी, दूटा बेटा, शीला आ रघुनाथ, सभ कियो मिला कऽ पाँच लोकक परिवार। छोट परिवार, सुखी परिवार। परिवार सुखी रहल हुअए वा नै, रघुनाथ सुखी नै छल। जिनगी हुनका लेल पहाड़पुरक धूल-धक्कर आ हँसी खेल नै छल। जन्मले छल तँ स्वयं कीड़ा-मकोड़ाक योनिमे किए नै जन्म लेलक? ओ ओतऽ जनमि सकै छल मुदा नै, भगवान जँ हुनका ऋषि-मुनिक लेल दुर्लभ योनिमे जनम देने अछि तँ एकर पाछाँ हुनकर कोनो उद्देश्य रहल हेतन्हि। जे जाउ, साठि-सत्तरि बरखक मौका दैत छी अहाँकेँ, जाउ धरतीकेँ सुन्नर आ सुखी बनाउ। धरती सुन्नर आ सुखी तखैन हएत जखैन अहाँक बाल-बच्चा सुखी, सुन्नर आ सम्पन्न हएत। अहाँकेँ जे बनबाक अछि ओ तँ अहाँ बनि गेलौं, आब बच्चा अछि जिनकर आगू पूरा जिनगी आ दुनियाँ राखल छै। यएह अहाँक भविष्य अछि। जीबू तँ हुनकर जिनगी, मरू तँ हुनकरे जिनगी।

आ रघुनाथ से केलक। हुनकर सभटा शक्ति आ सभटा बुद्धि आ सभटा पूँजी हुनका सभकेँ बनबैमे लागल रहल।

ओ चाहलक- सरला पढ़ि लिखि कऽ नोकरी करितिऐ।

सरला पढ़ि लिखि कऽ नोकरी करऽ लागल।

ओ चाहलक- संजय सॉफ्टवेअर इन्जीनियर बनितिऐ।

संजय सॉफ्टवेअर इन्जीनियरटा नै बनल, अमेरिका तक पहुँचि गेल।

ओ चाहलक- मैनेजर समधी हुअए।

संजय ई नै चाहलक। ओ से केलक जे ओ चाहलक।

रघुनाथक आस रहि गेल। दयानिधान किछु मदति नै कऽ सकल हुनकर। हुनका दुख ऐ गपक छल जे मैनेजर एकरा बाप-बेटाक मेलपेंच बुझलक। ओ बड़ मानसिक तनावमे चलि रहल छल, मुदा कॉलेजक हुनकर सहयोगी हुनका बधाइ दऽ कऽ भरोस देलक जे एकटा अन्हार खधाइमे खसबासँ ओ बचि गेला। ऐमे प्रिन्सपलक भूमिका आर नीक छल। ओ मोटामोटी तीस साल पहिने रघुनाथक संग कॉलेज पकड़ने छल। दुनुक दोस्तियारी छलै। जखैन भेटितिऐ हँसी मजाक, हाहा हूहू करितिऐ। ओ एक दिन आस्तेसँ कहलक- "यौ रघुनाथ, हमरा आश्चर्य लगैत अछि जे एतबेटा गप अहाँकेँ बुझैमे किए नै आएल? ओ अहाँक बेटीक बदलामे अहाँक बेटाकेँ खरीद रहल छल।"

ऐ तरहेँ रघुनाथ सहज भऽ रहल छल जे एक दिन घरपर हुनका प्रिन्सपलक दसखतबला नोटिस भेटल। आरोप दूटा छल- "नेग्लिजेन्स ऑफ ड्यूटी"(काजमे ढिलाइ) आ "इनसबऑर्डिनेशन"(उच्च अधिकारीक गप नै मानब)। एहेन कोनो संकेत अपन गपमे नै देने छल ओ पहिने कहियो।

ई दुनूटा आरोप छल निराधार। एकरा रघुनाथेटा नै, सहयोगी सभ सेहो जानैत छल आ प्रिन्सपल सेहो। सबहक सहानुभूति ओकरा संगे छलै, मुदा संग देबा लेल कियो तैयार नै छल। ओ उत्तर दऽ देलक मुदा ओ ई जानैत छल जे एकरासँ कोनो लाभ नै अछि। ओ फेंफियाइत एतऽ सँ ओतऽ दौगैत गेल। आजिज आबि कऽ प्रिन्सपलसँ भेँट केलक आ हुनकासँ सलाह मांगलक। ओ कहलक- "देखू रघुनाथ, अहाँ जतेको दौड़-धूप करू, निलम्बनक मोन बना लेने अछि मैनेजर। हुनकर शक्ति आ पहुँचकेँ अहाँ जनिते छी। एकर बाद अहाँ कचहरी जाएब, फौदारी लड़ब, ई कहिया धरि चलत, कियो नै जनैत अछि। भऽ सकैत अछि जे फैसला होइसँ पहिने अहाँ मरियो जाइ। हँ, जाधरि मुकदमा चलत, ताधरि पेंशन रुकल रहत। ई सभ देखि कऽ हमर तँ सलाह अछि जे अहाँ वी.आर.एस. (वॉलन्टरी रिटायरमेन्ट स्कीम, स्वेच्छासँ सेवानिवृत्ति सुविधा) लऽ लिअ।

रघुनाथ बड़ी काल धरि चुप रहल। हुनकासँ किछु बाजल नै गेल।

"ठीक अछि, मुदा एकटा अहाँ मदति करू।"

"कहू, की कऽ सकैत छी हम?"

"निलम्बनकेँ अहाँ ताधरि लटकेने राखू जाधरि बेटीक बियाह नै भऽ जाए। फेर हम सएह करब जे अहाँ कहने छी।"

मनुष्यताक लेल ई करबाके छल। प्रिन्सपल चिन्तित भऽ कऽ बाजल- "जाउ, कोशिश करै छी, मुदा ई गप अहाँ कतौ नै बाजी, से।"

आ प्रिन्सपल कहिया धरि बाट तकितिऐ।

एहेन मुसीबतमे रघुनाथकेँ किओ आन नै हुनकर अप्पन बेटे धऽ देने छल।

बेटोमे संजय! संजय टा!

आ ई नम्हर खिस्सा अछि- राँचीसँ कैलिफोर्निया धरि पसरल।

संजय प्रेम केने छल सोनलसँ! ई प्रेम कोनो चौ◌ौबटियापर घुमैत लफुआ छौड़ाक अनगढ़ प्रेम नै छलै, ऐमे गुणा-भाग सेहो रहै आ जोड़-घटा सेहो! जतेक गहींर छल ततबे व्यापक।

संजयक सोनल प्रोफेसर सक्सेनाक बेटी छल।

सदिखन प्रथम श्रेणी, व्याख्याताक योग्यता परीक्षा पास आ दर्शनशास्त्रसँ पी.एच.डी.। नौकरी तँ पक्का छल, बनारसक विश्वविद्यालयमे, जतय ओकर माय कुलपति छल, मुदा ओइमे अखन देरी छलै, तखनि धरि बियाहक बाट तकबाक छल!

बियाहमे बाधा भऽ रहल छल, ओकर ठोढ़सँ बाहर आएल दाँत आ सटल नाक जकर क्षतिपूर्ति ओ अप्पन सर्टिफिकेटसँ करैत छल। छूटल-बढ़ल कसरि पूरा कऽ रहल छल सक्सेनाक पसारल ई फूस कि हुनका एकटा एहेन कलामी सॉफ्टवेअर अभियन्ताक आवश्यकता छन्हि जे अमेरिकाक एकटा बहुराष्ट्रीय कम्पनीक तीन बर्खक कान्ट्रेक्टपर कैलीफोर्निया जा सकए। ऐ आवश्यकताक अनुभव सम्पूर्ण इन्स्टीट्यूट बुझैत छल।

संजय अन्तिम परीक्षा दऽ देने छल, रिजल्टक घोषणा बाकी छल!

एम्हर कतेक बेर माँ-बापक संदेश आएल छल जे आबू, लड़कीकेँ देखि लियौ। लड़कीकेँ की देखब, ओ तँ देखले छल! रघुनाथ जइ कॉलेजमे पढ़बैत छल, पूर्व विधायकक बेटी तकर मैनेजर छल। गोर, नमछुरुक, सुन्नर आ आकर्षक। एम.ए.। नीक गृहणी। मैनेजर पुरान जमानाक जमीन्दार, अथाह सम्पत्तिक मालिक। रघुनाथक कोनो हैसियत नै छलै ओकर आगू। नहिये नीक सन घर दुआर, नहिये जमीन-जत्था। आठ बिगहा खेत आ हरक जोत। नेनपन आ युवावस्था बड्ड तंगीमे बितलै। बच्चा सभकेँ पढ़ेलक तँ खेतकेँ बन्हकी लगा कऽ आ कॉलेजसँ ऋण लऽ कऽ। स्पष्ट छल, मैनेजर "सॉफ्टवेअर अभियन्ता" केँ देखने छल, अप्पन कॉलेजक मास्टर रघुनाथकेँ नै।

ई सम्बन्ध रघुनाथक लेल सपनासँ आगूक चीज छल । फाएदे-फाएदा छल ऐसँ! जिलामे पहिचान आ प्रतिष्ठा जे भेटतिऐ, से अलग। ओ कीसँ की भेल जा रहल छल।

तँ गाम आबैसँ पहिने सक्सेना सर सँ बिदा लै लेल गेल छल संजय।

एकरा अहिनो कहि सकैत छी जे ओकरा सक्सेना सर डिनरपर बजेने छल।

गर्मीक साँझ। अप्पन लॉनमे सक्सेना बेंतक कुर्सीपर चुपचाप बैसल छल। माली गमलामे पाइन दऽ रहल छल। बंगलाक भीतरक बत्ती जड़ि रहल छल। कोनो कोठलीसँ संगीतक धुन आबि रहल छल। अवकाश प्राप्तिक करीब, हृदयक मरीज प्रो. सक्सेना संजयक एबासँ अनजान चुपचाप बैसल छला आ आगू देखि रहल छला। बड़ी कालक बाद ओ पुछलक, “कोन इन्स्ट्रूमेन्ट अछि”।

संजय बिना बुझने माथ हिलेलक।

“आ राग? कोन राग अछि?”

संजय निरुत्तर, फेर माथ हिलेलक।

ओ ससरि गेल आ ऊँच अबाजमे बजेलक- “सोनू”।

जीन्सक पेंट आ टी-शर्टमे कूदैत सोनू आएल- “हँ पापा”।

संजय ठाढ़ भऽ गेल। सक्सेना मुस्की देलक, पहिने संजयकेँ देखलक, फेर सोनलकेँ। सोनल सेहो मुस्की देलक। संजय सोनलसँ भेँट तँ कते बेर केने छल मुदा देखने पहिलुके बेर छल। ओकरा लगलै जे कोनो छौड़ीकेँ टुकड़ीमे नै "सम्पूर्णता"मे देखबाक चाही। कतेक फर्क पड़ि जाइत छै। संगे संग छौड़ी आ कनियाँकेँ एक तरहेँ नै देखबाक चाही। रूप-रंग, ढीब-ढाब, मान-मनौअलि छौड़ीमे देखल जाइत अछि, कनियाँमे नै! ई सभटा पुरान धारणा अछि, हमर पापा-मम्मीक जमानाक, हमर नै।

सक्सेना गुम्मी तोड़लक- "ई अछि सोनम, जइमे हमर प्राण बसैत अछि। सितार, सरोद, संतूर माने सोनल। सोनल माने संगीत। चीपनेस एकरा पसिन्न नै। फिल्मी गीतकेँ ई गीत नै मानैत अछि। किएक तँ ई अपने कथक नृत्यांगना रहल अछि। तँ की खुआ रहल छी हमरा सभकेँ आइ?"

"ओ तँ तखने पता लागत जखन खाएब।" सोनल लजा कऽ भागि गेल।

"बैसू संजय।" ई कहैत सक्सेना सेहो मूड़ी झुका कऽ बैसि गेल। किछु सोचैत। टूटल स्वरमे बाजल- "कोना रहब एकर बिना, रहब कोना से नै बुझि पड़ैत अछि। ई चौदहे बर्खक छल जखन एकर माय गुजरि गेलै।"

तकर बाद ओकर आँखिसँ नोर खसऽ लगलै- "तीन चारि बरखसँ लगातार आबैत रहल अछि लड़का। एकसँ एक।

अहाँक सीनियर सेहो, क्लासफेलो सेहो। मुदा बेटा भारी संकटमे छी, अहीं उबारि सकै छी ऐ संकटसँ। पछिला बरख ई बाजल छल जे बियाह करब तँ संजयसँ, नै तँ नै करब बियाह। अपना भीतर नुकेने रहलौं ऐ गपकेँ। आइ बाजि रहल छी, सेहो ऐ दुआरे जे फैसलाक घड़ी आबि गेल अछि। तीनचारि मास आर अछि कैलिफोर्निया - जेबामे। ऐ बीच बियाह अछि, हवाइ टिकट अछि, पासपोर्ट अछि, वीजा अछि, सभटा तैयारी अछि। सोनल अमेरिका आ हनीमूनकेँ लऽ कऽ उत्साहित अछि।"

ओ आँखि पोछलक आ संजयकेँ देखलक।

"सभ बापक सपना होइ छै आ हमरो अछि। नै हेतिऐ तँ सेंट्रो कार किए लैतिऐ? अपना लेल फिएट तँ छेबे करल। नव घर गृहस्तीक समान किए जुटैबितिऐ? अहाँक नग्रमे एकटा कॉलोनी अछि अशोक विहार। ओइमे एकटा छोट सन बंगला बनबैले छी। सभ किछु कम्प्लीट अछि। बस फिनिशिंग टा बाकी अछि। सोचले रही जे एतऽसँ रिटायर करब तँ काशीवास करब। सभ लोक यएह चाहै छै। अहाँक पापामम्मी सेहो चहैत होएत। मुदा स-ोचैत छी जे काल्हि सोनल विश्वविद्यालयमे ज्वाइन करत तँ कतए रहत? हमर तँ सभटा जीवन राँचीमे बीतल, सभटा दोस्त-मित्र, सरसम्बन्धी एतए अछि। ओतऽ जा कऽ की करब-? तइसँ बंगला ओकरे नाम कऽ रहल छी।"

संजय चिन्तित भेल। ओकर आँखिमे पापामम्मीक चेहरा घूमि रहल छलै। ओकरा लागि रहल- छलै जे ओ हुनका हँ करैमे जल्दी कऽ देने छल। बाजल “बड देर कऽ देलौं सर सोनलक बात बताबैमे।”

“देर सबेर किछु नै होइत अछि संजू, सभ चीजक बेर होइ छै। आब यएह देखू, हमर साढ़ू प्रोफेसर अस्थानाकेँ बनारस मे एहने घड़ीपर कुलपति किए हाँकि देने छल जखन सोनल थीसिस जमा कऽ रहल छलि?”

ओ सिगरेट जरेलक -“ओना तँ सिगरेट मना अछि मुदा कहियो काल एकाध सोंटा लऽ लैत छी। तँ अहाँक पापा। हुनकर परेशानी बुझि सकैत छी। कहैत रहल छी हुनका लऽ कऽ। छोट भाइ अछि अहींक। पछिला तीनचारि -मैट परीक्षा दऽ रहल अछि। लोक सेवा आयोगक परीक्षा दऽ-बर्खसँ कैट रहल अछि। आ कोनोमे नै आबि रहल अछिओकर परेशानी। गप आएल बीचमे तैं -, परेशान भऽ कऽ किछु कऽ नै लिअए तेँ ओइसँ पहिने कोनो मैनेजमेन्ट इन्स्टीट्यूटमे नामांकन करा दियौ। एना नै तँ डोनेशन दऽ कऽ। ऐं यौ, कत्ते लागत? डेढ़ लाख, दू लाख, आर की? अहाँ बतेने छलौं जे अहाँक पढ़ाइ लेल ऋण लेल गेल छल आ खेत सेहो भरनापर राखल अछि। ऐ सभ परेशानीसँ बहार होइले कतेक जरूरति हएत हुनका? हुनकासँ गप कऽ कए तँ देखू। की चाहैत छथिन ओ। देखू, बरियाती, धूमधरक्का-, गाजाबाजा ई सभ फुसियाहींक बखेरा छी। कोनो जरूरति नै अछि देखावटी व्यवहार आ-तमाशाक। बियाह लेल कोर्ट अछि आ दोस महीम लेल एकटा स्वागत समारोह राखि देबै। ई हम कऽ देब, फेर? ओना एकटा गप बता दै छी, जेहेन कम्पनी आ जेहेन शर्तपर अमेरिका जेबाक अछि ओइसँ तीन बरखमे कियो एते कमा लेत जे जौँ ओकर बाप चाहै तँ गामक गाम कीनि लेत। बुझलौं?”

“प्रश्न ई नै अछि सर। पिताजी कने लोकलाज आ ज-ातिकरऽबला पुरान ढङक लोक छथिन। पातिमे विश्वास-”

सक्सेना गम्भीर भऽ गेला। कनी काल धरि चुप रहलखिन। ऐ बीच सोनल साड़ीमे आएल। खाइक लेल बजाबैक लेल।

“देखू संजू। लॉ ऑफ ग्रेविटेशनक निअम गाछ आ फड़ धरि लेल मात्र लागू नै होइत अछि। मनुक्खक सम्बन्धपर सेहो लागू होइत अछि। सभ बेटाप पृथ्वी अछि। बेटा ऊपरबा-बेटीक माँ- जाइले चाहैत अछि आर ऊपर, कनिक आर ऊपर तँ माँबाप अपन आकर्षणसँ ओकरा घिचैत- अछि। आकर्षण संस्कार भऽ सकैत अछि आ प्रेम सेहो, मायामोह सेहो। मंशा- गिराबैक नै होइत अछि। मुदा खसा दैत अछि। जँ हम अपन बापक सुनने हेतिऐ तँ हेतमपुरमे पटवारी बनि गेल हेतिऐ। तँ ई अछि। हमरा जे कहबाक रहए, से कहि देलौं। अहाँकेँ जे नीक लगैत अछि से करू। हँ, जाइसँ पहिने सोनलसँ गप कऽ लेब।”

४

जुलाइमे बियाह भऽ गेल चिरंजीवी संजय आ सोनलक कोर्टमे।

नहिये बरियाती आ नहिये बाजागाजा।-

प्रीतिभोजक लेल नोत आएल छल, रघुनाथक नामसँ सेहो। मुदा ओ नै गेला।

एहेन चोट लागल छल रघुनाथ आ शीलाकेँ जे ओ दोसरकेँ नै देखा सकैत छल आ नहिये ककरोसँ नुका सकै छल। एहेन ठामपर जाएब ओ बन्द कऽ देने छल जतऽ दूचारि गोटे जुमैत होथि। ओ मानि लेने छल- जे दू बेटामे एकटा बेटा मरि गेल। जखन माए बापक प्रतिष्ठाक-ओकरा चिन्ते नै तँ मरले बुझू।सितम्बरमे ओ अमेरिका जाए आकि नर्क, ऐसँ ओकरा कोनो सरोकार नै।

ऐ घड़ी लेल ओ ओकरा पालनेपोसने छल-, पढ़ेनेलिखेने छल-, गाछ कटने छल, कर्ज लेने छल, भरनापर खेत देने छल, आ दुनिया भरिक तगेदा सुनने छल?

हुनकर लाख मना केलाक बादो राजू गेल छल, रामू माने संजयक भाए धनंजय, घुरल तँ ओकरा हाथमे एकटा ब्रीफकेश छल जे रघुनाथ लेल सक्सेना पठेने छल।

रघुनाथ कॉलेजक तैयारी कऽ रहल छल। कुमोनसँ ब्रीफकेश दिश देखलक आ बाजल -"राखि दियौ।"

"ऐं, एना कोना राखि दी। अप्पन संदूकमे राखू।"

बाबा जमानाक सन्दूकमे की कहाँ राखै छल रघुनाथ आ ओकर चाभी ओ ककरो नै दै छल। बिना किछु बजने ओ चाभी ओकरा दिश फेकि देलक।राजू ब्रीफकेशकेँ संदूकमे राखि चाभी घुरा देलक आ बाजल, "आर किछु नै पुछब?"

शीला उदास मोनसँ दरबज्जापर ठाढ़ि छल, भीतर चलि गेलि।

"अहाँ सभ तँ एना गुम्म छी जेना कोनो बिपति आबि गेल", राजू हँसैत माँक पाछाँ भीतर चलि गेल। "कनियाँ एहेन जे लाखमे एक। माँ अहाँ चिन्ता नै करू। सभ किछु करत ओ जे संजय बाजैत छल। हाथपएर जाँतत-, मुँह दबाएत, बर्तन माँजत, बाढ़नि लगाएत, खेनाइ बनाएत, जे जे चाहत से सभ किछु करत। कनी अमेरिकासँ घुरिकऽ आबऽ तँ दियौ। अखन हनीमूनपर जा रहल अछि दार्जिलिंग, ओतएसँ दमदम हवाइ अड्डा, फेर ओतएसँ अमेरिका। बचि गेलौं अहाँ, जँ गेल रहितिऐ तँ मुँह देखाइ देबऽ पड़ितिऐ। ई लिअ, अहाँले फोटो पठेलक अछि स्वागत समारोहक...।"

राजू नै जानि कीकी बजैत- रहल, ओ सुनितो रहल, नहियो सुनैत रहल।

दुनू गोटेक फोटो ओतए पड़ल रहल जतऽ ओ बैसल छल। एकटा मन कहि रहल छल, "देखी", दोसर कहि रहल छल, "छोड़ू, जाए दियौ"।

सभटा सख धरले रहि गेल।

राति भऽ गेल छल।

गाममे सनाटा पसरि गेल छल।

एक दिन पहिनहिये खूब बरखा बुन्नी भेल छल। हरियरी पसरि गेल छल। झिंगुरक अबाज गामकेँ गनगनेने छल। मेघ घटाटोप केने छल। दूर अकाशमे बिजलौका लौकै छल। ओम्हर कतौ पानि पड़ल हेतै, एम्हर नै भेल।

रघुनाथक घर दुआर गामक बाहरी इलाकामे छल। घरक अगुलका हिस्सा दुआर पछुलका घर। दुआरक माने दलान आ बरण्डा। ऐ बरण्डामे सुतै छल रघुनाथ आ राजू। राजूक सुतलाक बाद रघुनाथ आध रातिमे नुका कऽ भीतर गेल, ढिबरी लेसलक आ सन्दूकसँ ब्रीफकेश निकाललक। जखन ओ ढिबरी आ ब्रीफकेश लऽ कऽ शीलाक बगलबला कोठली गेल तँ ओकरा मोन पड़लै जे ब्रीफकेशक चाभी तँ राजू देबे नै केलक। ओ रकमसँ राजूकेँ जगेलक। राजू बतेलक जे ब्रीफकेश चाभीसँ नै नम्बरसँ खुजत, ऐ नम्बरसँ। आ बड़बड़ करैत ब्रीफकेश खुजि - गेल। रघुनाथ ब्रीफकेशकेँ खोललक तँ भावविभोर। बेटा संजयकेँ लऽ कऽ जत्ते तामस रहै- सभ टा बिला गेलै। टाकाक एतेक गड्डी अपन आँखिक सोझाँ एकटा ब्रीफकेशमे ओ पहिल बेर देखि रहल छल। आ ई कोनो सिनेमा नै वास्तविकता छलै।

गामक लोक रघुनाथकेँ झगड़ा झंझटिसँ दूर रहैबला मुदा कंजूसक श्रेणीमे-गनती करै छल जे टाकामे अठन्नी भजबैत अछि। लोक ईहो कहै छल जे बड्ड लोभ नै केने रहितिऐ तँ ई दिन नै देखऽ पड़ितिऐ।

रघुनाथ ब्रिन्चकेँ अपना दिस घिचलक। पहिने सएएक बण्डलक संख्या -सएक गड्डी गननाइ शुरू केलक। ओ एक-सेहो लिखि रहल छल। फेर ओ पाँचपाँच सएक नोटक गड्डी उठा कऽ ग-नब आ लिखब शुरू केलक। गनैतगनैत - राति बेशी भऽ गेल आ सभटा रुपैयाक जोड़ भेल चारि लाख साठि हजार।

हुनकर हअदय काँपल, जँ गनैयोमे गलती भेल हएत तँ एतेक टाका कोना? ओ उठि गेल आ सन्दूकमे झोंकि फेर आनि लेलक। घुरतीमे भंसाघरसँ कटोरामे पानि लऽ रहल छल तँ शीला जागि गेल। अंगुर भिजारसँ भिजा कऽ फे-टका गनलक मुदा फेर वएह चारि आ साठि।

ओ माथ पकड़ि बैसि गेल।

“कोन गप अछि?”, शीला पुछलक।

“पाँच लाखमे कम अछि चालीस हजार, कियो सन्दूक तँ नै खोलने छल?”

“चाभी तँ अहीं लग छल, खोलत के?”

“कियो आर तँ नै आएल छल घरमे?”

“अहाँ आ राजू आएल छलौं, आर तँ कियो नै।”

कनी कालक बाद ओ नै जानि की सोचि कऽ उठल आ राजूकेँ जगा कऽ लऽ अनलक। राजू आँखि मिड़ैत आएल।

“ब्रीफकेश के देने छल अहाँकेँ, संजू आकि सक्सेना?”

“किए? की गप अछि?”

“बताउ, कम अछि पाँच लाखमे?”

राजू हँसल, “मंगनीक बाछीक दाँत नै गानल जाइ छै। संतोष करू, जत्ते भेटि गेल से मंगनीमे, सएह बुझू।”

ओ एकटक राजूकेँ देखैत रहल, “अहाँ तँ किछु एम्हरओम्हर नै केने छी-?”

“हम जनै छलौं जे यएह शक करब अहाँ, अहाँ स्वभावेसँ शक्की छी।”

“चुप्प”, शीला बाजलि, “अहिना बापसँ गप्प कएल जाइ छै?”

“बुझि गेलौं, यएह चोरेलक अछि। बतेलक नै।”

“पहिने बुझि जेबाक चाही। चोरा कतौ बतबै छै जे चोरि वएह केने अछि”, राजू बाजल।

रघुनाथ आश्चर्यसँ देखलक ओकरादिस, “की भऽ गेल छै ऐ छौड़ाकेँ। एकर भाए कम्प्यूटर अभियन्ता। ओ ऐ तरहेँ कहियो गप नै केने अछि बापसँ।”

“गप्प नै केलक, तेँ अस्थिरेसँ चुपचाप बियाह कऽ लेलक आ बापकेँ खबरि धरि नै केलक।”

झनझना उठल गुस्सा सं रघुनाथ। मन भेल ओकरा घर सं निकलि जायैक कहियै मुदा-नैजानि की सोचहि के ओतय सं उठल आ आंगन मे आबि गेल। कोना मे बंसखट पड़ल छल, ओहि पर बैसि गेल। ओ भगवानक लेल माथ उठैलक आसमान दिस।

'देखू मां, हम डेढ़ बरख सं कहि रहल छलहुं हिनका सं जे मोटरबाइक दऽ दियौ। घरानाक सभ छौड़ा लग अछि, एकटा हमहीं छी जकरा लग नै अछि। हिनकर कहब छल जे हाथपाइर तोड़बाक अछि की-? माथ फोड़बाक अछि की? चोरीचकारी आ लफंगई करबाक अछि की-? डाका डलबाक अछि की? केकर हाथपइर टूटल अछि-, कहू ते? ते संजू हमरा सं पुछलक-'अहां के की चाहि? जखैन हम ओतय सं घुरहि लागलहुं। हम कहलहुं-'हां, मोटरबाइक। ओ हमरा टका थमा देलक। ओ ब्रा ीफकेस मे सं देलक या कतय सं देलक हमरा नै पता।"

'सरासर झूठ। ई जानैत अछि जे संजय आब नै आबय बला अछि। हम नै पूछि सकब ओकरा सं।रघुनाथ के ई " झूठ बर्दाश्तनैभेल।

शीला ठाढ़ठाढ़ डिब-रीक मद्धिम रोशनी मे कानि रहल छलि। ओ अप्पन बेटाक अहि रूप सं अनजान छलि।

लाल कक्काक प्रश्नक जबावे ने फुरए। ई तँ केकरदिनक पइर भऽ गेल। 'हहाएल-फुहाएल सासुर गेलौं आ कनियाँ माए पुछलैन केतए एलौं।'

कहू जे भोरसँ दुनू परानी झगड़ा करै छला, लोकक सुतब पहाड़ बना देने छेलखिन, आ बजै बेर जेना सभटा बिसैर गेला।

मुदा फेर भेल जे जखन उदेस बना चलल छी तखन रस्तोसँ घुमि जाएब केहेन हएत। मुदा जेहेन शान्त-चित् लाल काकाकेँ देखै छिऐन तइसँ अकासक उड़ैत चिड़ैयोकेँ भँजियाएब तँ कठिन ऐछे।

ओना लाल कक्काक मन ऐ दुआरे असथिर भऽ गेल रहैन जे ओ अपन सबदिना वृति बूझि अपन एक खल काज सम्पन होइत देखलैन।

एक खल काज भेला पछाति जहिना सबहक मन दोसर खलक काजक गरकेँ अँटकारए लगैए। तहिना लालो कक्काकेँ भऽ गेल रहैन। ओना पैछला काजक समीक्षा सेहो मने-मन कऽ नेने रहैथ, जइमे केतौ केनो आँकर-पाथर नइ भेटल रहैन, तइसँ मनमे आरो बेसी परपन भऽ गेल रहैन। समीक्षामे मन मानि गेल रहैन जे कोनो नमहर काज किए ने हौउ, ओ तँ खले-खल ने हएत। खले-खल काज करैबला सेहो होइए। जे गर चढ़ा-चढ़ा करैए। परिवारोमे अहिना होइ छै। कियो बाहरसँ उपैत करि कऽ अनलैन तँ कियो ओकरा जीवनोपयोगी बनबैले घरमे खले-खल तोड़ि खिलखिलबै छैथ। जखने खिल-खिल खिलखिला जाइए तखने ने काजक खिलखिलीसँ मनो खिलखिलाइ छै। से अपन खलक काजसँ लाल कक्काक मन खिलखिलाइत रहैन। माने ई जे परिवारक श्रेष्ठजनक वृति यएह ने हएत जे अपन लुरि-बुधिक विचारसँ सदिकाल परिवारजनकेँ नव काज दिस आगू बढ़बैत चली। जइसँ परिवार गतिशील रहत। से तँ लाल काका सुति-उठि जे शुरू करै छैथ, से भरि दिने नइ, सबदिना सेहो छैन, तँए मनक खुशीमे कनियोँ घटबी किए हेतैन।

जहिना पीछराह रस्ता होइए तहिना ने पीछराह चलैनिहारो होइए। एहेन ठाम पीछराहकेँ पकड़ैमे अपनो पीछरैक तँ डर रहिते छै, से डर मने-मन होइते रहए। मुदा फेर भेल जे एना जँ पीच्छर दुआरे रस्ता छोड़ि देब तखन घरसँ निकैल जाएब केमहर? आ जँ नइ जाएब तँ की घरेमे मड़ुआ ढेरी जकाँ ढेरीएमे गुम्सैर कऽ रंगे बदैल लेब?

एक दिस मन धिकारैत रहए तँ दोसर दिस पीच्छरे-पीच्छर सगरो बूझि पड़ए। मुदा दुनू हाथक मुट्ठी बान्हि बाँहिमे समैट छातीमे सटबैत, छातीकेँ असथिरसँ दबलौं, जे कहीं धड़-धड़ाए ने लगए।

कहलयैन-

"लाल काका, धरमागती पुछी तँ अहींसँ किछु जिगेसा करए चलल छेलौं, मुदा अहाँ तँ खुरपी लऽ निकैल सड़कपर आबि गेल छी...।"

हमर बात लाल काकाकेँ नीक लगलैन। आगूक किछु बात मुहेँमे रहए कि बिच्चेमे हूँहकारी भरैत बजला-

"बौआ सुधीर, अपना-ले ते भरि दिन लगले रहै छी, मुदा दोसरक जिज्ञासाक महत ओइसँ बेसी अछि, तँए चलह दरबज्जेपर चाहो पीब आ गपो-सप्प करब।"

जेना लाल काका पेटक बात छीन अपना पेटक बना बाजला तहिना बूझि पड़ल। दुनू गोरे चोटे आगू बढ़लौं।

दरबज्जापर पएर रैखते करिया काकी देख लेलैन। देखते ठमैक गेली। हुनका मनमे जे भेल होइन मुदा ससैर कऽ आगू बैढ़ लगमे आबि जोरसँ पुतोहुकेँ कहलखिन-

"कनियाँ चाह बनाउ।"

ओना आँगनमे दुनू पुतोहुओ आ धियो-पुतो सभ ओछाइन धेने अपना-अपनीकेँ सभ बेटो-पुतोहु आ पोते-पोती लाल काका आ करिया काकीक टिप्पणी पसारने। टिप्पणी ई पसारने जे कियो पतिसँ जोरसँ बाजबकेँ अधला बुझैत तँ कियो अपन टुटैत नीनसँ कड़ुआएल।

जेठकी पुतोहु-

"कहू जे निन्द्रासलमे धियान लगौने छेलौं से तेहेन उपए केलैन जे सभटा भगन भऽ गेल। झगड़ा करैत-करैत आब चाहेक तरास लगलैन।"

छोटकी पुतोहु-

"अबेर धरि रातिमे जगलौं, निन्द्रासल छी, तैबीच हिनका चाहे पीबैक बेगरता बेसी भऽ गेल छैन!"

कहि जेठकी बेटीकेँ सोर पाड़ि कहलखिन-

"बुच्ची, चाहक ओरियान करहक।"

बेटी जबाव देलकैन-

"अखैन तँ केटलियो ने मँजलौं, चुल्हो ने निपल गेल अछि, पहिने ओ धुअब-माँजब, नीपब आकि पहिने चाहे बनाएब!"

दरबज्जापर सँ तीनू गोरे- माने हमहूँ, लालो काका आ करियो काकी- अँगनाक बात सुनैत रही। ओना आनक अँगनाक बात सुनैमे कठाइन लगिते अछि मुदा तैयो चुपे रहब ने नीक हएत। कमसँ कम एते बजैक गर तँ रहबे करत जे सुनबे ने केलौं।

बेटी-पुतोहुक बात सुनि करियो काकीक मनमे दुख भेलैन जे तेहल्लाक आगूमे एना मुँह झाड़ि जँ बेटी-पुतोहु बाजल तँ सासु होथि आकि दादी, जहिना मिथिलाक धरती योद्धा पैदा करैत रहल अछि तहिना मधुमे मिला जीहपर चाटि बिसैर जेबा चाही। जँ से नै जे पालो खेने छी आ बिनु पालोक छी, तखन सम्बन्ध सूत्र कमजोर बनबे करत।

करिया काकीकेँ पतिक संग भेल भोरक झगड़ाक संग पुतोहु-पोतीक शब्दवाण छातीकेँ डोला देलकैन मुदा...।

ओना करिया काकीक मन ईहो कहैन जे कोन बड़का पहाड़क घेरा लैग गेल जे आगू नै बैढ़ सकै छी, मुदा केकरा संग, केकरा-ले? जँ दुनियाँमे माया-मोह छै तँ ओकरो सीमावन्दी तँ कएले जा सकैए। मुदा से सभ बात धियानमे करिया काकीकेँ नै एलैन, एलैन ई जे समाजक संग पति बैसल छैथ, जँ कनियोँ ऊँच-नीच आकि ले-ऊँचमे पएर पड़त तँ हुनकर पाग सरकतैन। मुदा अँगनाक प्रश्न छी, प्रश्न छी बेटी-पुतोहुक बेवहारक।

लाल कक्काक मुँह दिस करिया काकी मुँह उठा कऽ देलैन, देलैन ऐ दुआरे जे मुँहक बात मुहसँ बाजल जाएत, मुदा जैठाम काजक प्रश्न अछि आकि जैठाम परिवारक गति-विधि प्रभावित हएत, तैठाम तँ परिवारक सिरिसजनकेँ विचारए पड़तैन। आजुक कालखण्डक जबावदेही तँ हुनके ऊपर छैन।

मुदा करिया काकीक मनक विचार जेना लाल कक्काक मनमे गड़बे ने केलैन। तहिना निरविकार भेल मने-मन लाल काका विचारैथ जे जे बेटा अपन देहक कपड़ा अपने नइ खींच साफ करैए ओ बाप-माइक खींचत, एहेन

धोखामे माए-बापकेँ रहबेक नै चाही। जँ रहत तँ अपने भोगत। तइले तँ अपने ने सोचि-विचारि चलए पड़त। से लाल काकामे छैन्हेँ, अपन देहक वस्त्र अपने हाथे, भोरका घाटपर खींच लइ छैथ, तँए पत्नियोँक खगता नहियेँ बूझि पड़ै छैन। भाय, नारीकेँ घेरा-बन्दीसँ जाबे आगू नइ बढ़ौल जाएत ताबे विचारेक धारमे मात्र बहैत रहत किने। जिनगीक जरूरतक लेल काजोक सीमा तँ बनबए पड़त।

आगूमे करिया काकीकेँ देख लाल कक्काक मन सेहो सियाह होइत रहैन। होइत ई रहैन जे कहू आइए हमर कोन दोख छल। भोरमे जँ नइ ओछाइनसँ उठौल जाएत तँ ओ समैकेँ केना पकैड़ चैल सकैए। ओना काजक दौड़मे समैयोक रूप बदलत जइसँ जिनगियोक रूप बदैल रहल अछि। माने ई जे जैठाम चौबीस घण्टा चलैबला मशीन अछि, आदमी आठ घण्टा खटत, तइ हिसावे तीन आदमीक जिनगीक रूटिंग बनत किने, जे तीन रंगक, समयानुसार हेबे करत। जे से एक-दोसराक कार्य-प्रणालीमे अन्तर एबे करत। मुदा से नइ ऐठाम किसानी जिनगीक कथा छी।

करिया काकीक मुँह नै देखैक विचार लाल कक्काक मनमे उठैत रहैन। जहिना केकरो लगक लोक जखन सम्बन्धसँ हटै छै तखन किछु-ने-किछु जिनगीक गति प्रभावित होइते छै, मुदा समटल जिनगीक अपन गति-विधि स्वच्छन्द रूपे अपना गतिये सेहो चलबे करैए। जँ हम अपन गति-विधिकेँ अपना विचारे चलबए चाहै छी तँ अपन रस्ता धड़ैत जिनगीकेँ धड़ाउ जकाँ सजबैत चलबऽ पड़त। जँ से नै तँ गाछक एके फलक ओहन रूप अछि, जे एकटामे अमृत तुल्य बीज अछि तँ दोसर बिच्चेमे फोंक! मुदा तैयो लाल कक्काक मनमे अहौड़ मारैत रहैन जइसँ पत्नीक विचार मनमे अहूरिया कटिते रहैन।

ओना मुहसँ लाल काका किछु ने बाजि रहल छला। मुदा मनक विचार तँ मनमे उठिते रहैन। उठैत ई रहैन जे पत्नीक तँ अनेको रूपो अछि आ रंगो ऐछे। जखने रंग रहत तखने ढंग धड़बे करत। मुदा पतिक जिनगीक भोजन बनाएब पत्नीक महतपूर्ण खलक काज भेल, मुदा विचारोक झगड़ा बिना झगड़ने तँ बँचाइयो नै सकै छी।

जैठाम एक विचार जिनगीक लेल श्रमक महत बुझैत तैठाम जँ दोसर विचार बाटक बाधा बनत तखन तँ परिवारोमे रण-भूमि बनबे करत। ओना दुनियेँ रण-क्षेत्र छी। जैठाम अपना लगसँ दुनियाँक अन्तिम छोर तक काँट-कुश सजले अछि। तँए मने-मन लाल काका ईहो विचारैथ जे मरदक तँ मरदगानी छिऐ अरारि।

जखन जिनगीक आइ धरिक इतिहास चलैत रहल अछि जे एक घण्टा चुल्हि तर बैसैत एलौं, तखन एक घण्टा समए, आजुक विकसित युगमे चौबीस घण्टाक जिनगीक लेल चुल्हिक समए कम नै भेल, तइले जँ भनसिया आँखि देखौत, से मानै जोकर थोड़े भेल।

करिया काकी पतिक किछु विचार नै सुनि अपन विचारकेँ सोझरबै छेली।

जहिना खसैत घरमे सोंगर लगौल जाइए तहिना सोंगर लगबैत पोतीकेँ दोहरबैत आँगन दिस घुमि बजली-

"बुच्ची, बबो छथुन आ सुधीरो बौआ छैथ, एक गोरे हाँइ-हाँइ कऽ चुल्हिक ओरियान करू, दोसर गोरे बरतन-बासन माँजि लिअ, तेसर गोरे अँगना-घर बहारि लिअ। जइसँ एके समए संग सभ काजो हएत।"

करिया काकीकेँ सह लगबैत कहलयैन-

"कहुना छी तँ सौनक भोर छी ने काकी। जहिना जेठुआ पीपरक गाछ तहिना सौनिया भोर।"

सह पाबि करिया काकीक हूबा कनी बढ़लैन। मुदा जहिना पहियाक धुरी टुटने गाड़ीक गति प्रभावित होइत तहिना तँ भाइए गेल रहैन। हेबो केना ने करैत? कोनो गल्ती बजैमे होइए, ओकर शाब्दिक सुधार भेने कोनो अवघात नै होइए, मुदा जे वाणी काजक गतिये चलत, ओ तँ काजक रूप छी, जइसँ काज प्रभावित हेबे करत

किने। जखने काज प्रभावित हएत तखने ओकर दोसर पाशापर बैसल जिनगी प्रभावित हेबे करत। जखने जिनगी प्रभावित हएत तखने गैत-कुगैतक बीच रणभूमि बनबे करत किने।

तीनू गोरे एक-दोसरक मुँह देखैत मुदा बजैत कियो ने किछु। जहिना अखड़ुआ आमक गाछक निच्चाँ लोक पकलाहा आमपर नजैर देने गाछक निच्चासँ ऊपर मुँह तकैत, जे आब खसत, तब खसत। तहिना तीनू गोरे तीनूक मुँहक आशामे बैसल रही। मुदा से भेल नै तइ बीच जसमैत तीन गिलास चाह थारीमे नेने दरबज्जापर पहुँचल। आगूमे चाहक थारी अबिते तीनूक चाह दोसर दिस बढ़ल। हमरो हाथमे आ लालो कक्काक हाथमे जसमैत चाह दैत, तेसर गिलास करिया काकीक हाथमे दइले गिलास उठौलक। मुदा हाय रे मिथिला, पति आगू पत्नी चाह केना पीती!

सत्तैर बर्खक करिया काकीक विचार मनकेँ खोरि देलकैन। ललैक कऽ पोतीकेँ कहलखिन-

"एतबो विचार अखैन तक नइ भेलौ हेन?"

करिया काकीक विचार सुनि लाल काका ओइ गुड़ जकाँ पीघैल गेला जे गरमी मासमे अपने पिघलए लगैए। मुदा पिघलने वेचाराकेँ दुनू गति होइ छै। कखनो गुड़ोक भाव चैल जाइए आ कखनो छुआ संग बदैल सेहो तँ जाइते अछि।

जसमैतपर करिया काकीकेँ बिगड़ैत देख कहलयैन-

"काकी, कोन जुग-जमानाक गप करै छी। आब समए बहुत आगू बैढ़ गेल, आब तँ अपनो समाजमे बिआहक मण्डपपर, सरियाती-बरियातीक बीच बर-कनियाँ नाचो करैए आ दारूओ पीबैए, तैठाम अहाँ चाहोसँ लजाइ छी।"

पत्नीक पत्नित्वमे करिया काकीकेँ देख लाल कक्काक मन जाड़क सकताएल गुड़ जेना गरमीमे आबि पिघलए लगैए तहिना मन पीघैल गेलैन। पीघैल ई गेलैन जे लाजेक गहनासँ ने विवेककेँ सजौल जाइए किने। मने-मन लाल काका पत्नी-ऊपर सभ तामसकेँ एकेबेर उतारि करिया काकीकेँ कहलखिन-

"भोरसँ बतकटौवैल कऽ रहलौं अछि मुदा अखनो तक मन थीर नै भेल। ऐठाम बैसू, हम सुधीर गप करै छी। अहाँ चुपचाप सुनि लिअ, आ जखन दुनू गोरे चुप हएब तखन कि सभ बुझलिऐ से अहाँ बाजब।"

लाल कक्काक रूखि करिया काकी बूझि गेली, अपनाकेँ परहेज करैत पाछू घुसकैत बजली-

"लब्बर-पुरुख जकाँ जे भरि दिन लबरपनी करैत रहब, तइसँ हमर दिन-गुदस जाएत; जाइ छी अपन काज करए।"

कहि काकी चैल गेली। लाल काकाकेँ पुछलयैन-

"काका, भोरमे गल्ल-गुल सुनने रही?"

बिसरल बात जेना लाल काकाकेँ मन पड़लैन। जहिना हेराएल वस्तु भेटने खुशीमे लोक कनी जोरसँ बजैए तहिना लाल काका बजला-

"बौआ सुधीर, घरसँ बाहर धरि मकड़ाक जाल जकाँ जालमे ऐठामक विचार ओझरा गेल अछि। जइसँ अर्थक अनर्थ भऽ रहल अछि।"

कहि काका चुप भऽ गेला। मुदा आगूओ तँ किछु एहेन बात ऐछे जइसँ पाछूए लाल काका अपनाकेँ रैख लेलैन।

जहिना नवका पनिवट देने पानि बहबैमे बेर-बेर चिक्कन करए पड़ैए तहिना आगू चिकनबैत पुछलयैन-

“काका, फूले तकक विचार कहलिऐ, फल तँ छुटले अछि?”

लाल काका विहुँसैत बजला-

“बौआ, भोरेसँ जिनगीक भोरपन उठैए। तैठाम जँ ई नै बुझत जे भोर ओहन समए छी, जैठाम जिनगीक भोर शुरू होइ छै। सभकेँ अपन-अपन जिनगीक लकीर बनबैत चलऽ पड़तै, जँ से नइ चलत तँ आरो बद-सँ-बदतर लोको आ समाजो बनबे करत किने।”

लाल कक्काक बात सुनि मनक बखार भरि गेल।

कहलयैन-

“काका, अखन छुट्टी दिअ, केते काज अछि। आगू दिन अगिला गप हेतै।”❍❍

शब्द संख्या- 2701, 31 अगस्त 2015

**कथा-लेखन-क्रम**

1. भैंटक लावा- (3105)
2. बिसाँढ़- (2499)
3. पीरारक फड़- (2024)
4. अनेरुआ बेटा- (3339)
5. दूटा पाइ- (3279)
6. बोनिहारिन मरनी- (3396)
7. हारि-जीत- (2343)
8. ठेलाबला- (2562)
9. जीविका- (3642)
10. रिक्साबला- (3945)
11. चुनवाली- (2445)
12. डीहक बटबारा- (4724)
13. भैयारी- (4041)
14. बहिन- (2692)
15. घरदेखिया- (4018)
16. पछताबा- (2665)
17. डाक्टर हेमन्त- (4398)
18. बाबी- (2163)
19. कामिनी- (2285.
20. स्रष्टाक समग्र रचना- (137)
21. प्रतिभा- (154)
22. मर्म- (142)
23. अधखरूआ- (255)
24. समैक बेरबादी- (213)
25. पहिने तप तखनि ढलिहें- (084)
26. खलीफा उमरक सिनेह- (165)
27. जखने जागी तखने परात- (103)
28. अस्तित्वक समाप्ति- (218)
29. खजाना- (388)
30. उग्रघारा- (328)
31 बेवहारिक- (218)
32. समर्पण- (149)
33 उत्थान-पतन- (138)
34. देवता- (232)

35. पाप आ पुण्य- (218)
36. परख- (129)
37. आलसी- (136)
38. प्रेम- (293)
39. हैरियट स्टो- (137)
40. बुझैक ढंग- (142)
41. श्रमिकक इज्जत- (093)
42. वंश- (074)
43. तियाग- (145)
44. सद्विचार- (184)
45. साहस- (103)
46. बरदास- (133)
47. भूल- (139)
48. धैर्य- (099)
49. मनुखक मूल्य- (099)
50. मदति नै चाही- (209)
51. मेहनतिक दरद- (281)
52. मैक्सिम गोर्की- (146)
53. मूलधन- (174)
54. कपटी मित- (281)
55. भीख- (118)
56. भगवान- (098)
57. एकाग्रचित- (261)
58. सीखैक जिज्ञासा- (101)
59. अनुभव- (092)
60. आसिरवादक विरोध- (088)
61. धर्मक असल रूप- (197)
62. सौन्दर्य- (138)
63. स्तब्ध- (257)
64. एकता- (236)
65. विधवा बिआह- (176)
66. देश सेवाक व्रत- (134)
67. आत्मबल- (1- (110)
68. स्वाभिमान- (121)
69. कलंक- (429)
70. बुलकी- (211)

71. भद्रपुरुष- (173)
72. झूठ नै बाजब- (103)
73. आर्दश माए- (097)
74. नारी सम्मान- (100)
75. अनुशासन- (190)
76. सादा जिनगी- (127)
77. विचारक उदय- (072)
78. पुष्ट इकाइसँ समर्थराष्ट बनैत- (102)
79. डर नै करी- (119)
80. आसिरवाद उलटि गेल- (223)
81. रत्न गमेवाक दुख- (226)
82. निसाँ- (194)
83. सामना- (124)
84. शिष्टाचार- (171)
85. ठक- (115)
86. पत्नीक अधिकार- (128)
87. शिनीची सिनेह- (211)
88. सिखबैक उपए- (171)
89. कर्तव्यपरायन सुगा- (171)
90. तस्वीर- (134)
91. मितक प्रयोजन- (359)
92. स्वार्थपूर्ण विचार- (121)
93. संगीक महत- (130)
94. उपहास- (196)
95. महादान- (176)
96. भाग्यवाद- (171)
97. सद्वृति- (150)
98. आश्रम नै सोबहाव बदली- (281)
99. पुरुषार्थ- (255)
100. नैष्ठिक सुधन्वा- (274)
101. सद्गहस्त- (195)
102. सद्भाव- (134)
103. आलस्य वनाम पिशाच- (302)
104. स्वर्ग आ नर्क- (265)
105. यथार्थक बोध- (115)
106. विद्वताक मद- (165)

107. अनंत- (128)
108. हँसैत लहास- (184)
109. अनगढ़ चेतना- (162)
110. सत्य विद्या- (108)
111. समता- (165)
112. जेते चोट तेते सक्कत- (116)
113. परिष्कार- (198)
114. कथनी नै करनी- (176)
115. शालीनता- (157)
116. मजूरी- (140)
117. जीवन यात्रा- (145)
118. ज्योति- (081)
119. पवनक विवेक- (180)
120. आत्मबल-2- (105)
121. खुदीराम बोस- (172)
122. शिष्यकेँ शिक्षेटा नै परीक्षो- (187)
123. लौह पुरुष- (124)
124. जंग लगल- (150)
125. जीवकक परीछा- (117)
126. तप- (162)
127. उल्टा अर्थ- (203)
128. जाति नै पानि- (142)
129. ऊँच-नीच- (206)
130. पागलखाना- (223.
131. दोहरी मारि- (1357)
132. केना जीब?- (1031)
133. नवान- (2282)
134. तिलासंक्रान्तिक लाइ- (2034)
135. भाइक सिनेह- (1166)
136. प्रेमी- (2520)
137. बपौती सम्पति- (2352)
138. डंका- (2422)
139. संगी- (1858)
140. ठकहरबा- (2351)
141. अतहतह- (2477)
142. अर्द्धांगिनी- (3045)

143. ऑपरेशन- (1605)
144. धर्मनाथ- (1983)
145. सरोजनी- (1816)
146. सुभद्रा- (1910)
147. सोनमाकाका- (1537)
148. दोती बिआह- (1816)
149. पड़ाइन- (1988)
150. केतौ नै- (1211.
151. बिहरन- (3174)
152. मायराम- (2037)
153. गोहिक शिकार- (2113)
154. मातृभूमि- (1036)
155. भबडाह- (2053)
156. परिवारक प्रतिष्ठा- (1888)
157. फागु- (2096)
158. लफक साग- (1192)
159. तिलकोरक तरुआ- (1826)
160. एकोटा ने- (1071)
161. धोतीक मान- (472)
162. साझी- (989)
163. सतभैंया पोखरि- (2990)
164. न्याय चाही- (1308)
165. पनियाहा दूध- (2114)
(166. कर्ज- (2860)
167. परदेशी बेटी- (2451)
168. मान- (631)
169. मनोरथ- (1151.
170. कियो ने- (3699)
171. सूदि भरना- (904)
172. जन्मतिथि- (2356)
173. इमानदार घूसखोर- (2204)
174. पटियाबला- (2356)
175. सनेस- (1248)
176. उलबा चाउर- (2588)
177. बलजोर- (2320)
178. बेटी) हम अपराधी छी- (3240)

179. बगबारि- (1847)
180. मुइलो बिसेबनि- (4244)
181. सड़ल दारीम- (2442)
182. चुप्पा पाल- (2517.
183. एक धाप जमीन- (2522)
184. ओझरी- (1963)
185. मुसहनि- (2277)
186. केलवाड़ी- (2628)
187. स्वरोजगार- (2338)
188. घूर- (2749)
189. कनियाँ-पुतरा- (2340)
190. वारंट- (1601)
191. गामक मुँह फेर देखब- (2897.
192. कचोट- (313)
193. काँच सूत- (390)
194. बुधनी दादी- (267)
195. खिलतोड़- (396)
196. मुँह-कान- (234
197. अनदिना- (312)
198. अपन काज- (366)
199. दूरी- (264)
200. पुरनी भौजी- (116)
201. छूटि गेल- (111)
202. काल्हि दिन- (151)
203. अप्पन हारि- (283)
204. कनफुसकी- (137)
205. मुँहक बात मुहेँमे- (135)
206. कनीटा बात- (098)
207. गति-गुद्दा- (250)
208. बिसवास- (316)
209. कचहरिया-भाय- (270)
210. गुहारि- (432)
211. शिवजीक डाक-बाक्- (089)
212. सोग- (341)
213. पनचैती- (197)
214. कनमन- (313)

215. अजाति- (085)
216. पटोर- (412)
217. फुसियाह- (308)
218. गति-मुक्ति- (241)
219. चौकीदारी- (437)
220. झगड़ाउ-झोटैला- (256)
221. घबाह ट्यूशन- (246)
222. दादी-माँ- (408)
223. पटोटन- (349)
224. मुसाइ पंडित- (567)
225. भरमे-सरम- (231)
226. देखल दिन- (434)
227. फज्झति- (403)
228. अकास दीप- (233)
229. बुधि-बधिया- (268)
230. पहाड़क बेथा- (216)
231. उमकी- (324)
232. बजन्ता-बुझन्ता- (147)
233. चर्मरोग- (578)
234. शंका- (325)
235. ओसार- (213)
236. छोटका काका- (394)
237. सीमा-सड़हद- (195)
238. रमैत जोगी बोहैत पानि- (253)
239. गंजन- (172)
240. सजए- (089)
241. घटक बाबा- (335)
242. आने जकाँ- (048)
243. दान-दछिना- (150)
244. उड़हड़ि- (503)
245. मत्हानि- (260)
246. मेकचो- (221)
247. झूटका विदाइ- (350)
248. मुँहक खतियान- (278)
249. कोसलिया- (234)
250. हूसि गेल- (204)

251. पोखला कटहर- (153)
252. सरही सौबजा- (267)
253. तेरहो करम- (322)
254. डुमैत जिनगी- (295)
255. चोर-सिपाही- (197)
256. दूधबला- (271)
257. टाइपिस्ट- (263)
258. समदाही- (300)
259. बुढ़िया दादी- (331)
260. पाइक मोल- (2412) - (22 दिसम्बर 2013
261. चोरूक्का झगड़ा- (538) 24 दिसम्बर 2013
262. अपसोच- (548) 26 दिसम्बर 2013
263. पतझाड़- (2587) 31 दिसम्बर 2013
264. झीसीक मजा- (453) 1 जनवरी 2014
265. मति-गति- (1807) 07 जनवरी 2014
266. अपन सन मुँह- (5696) 25 जनवरी 2014
267. रिजल्ट- (2343) 16 जनवरी 2014
268. सुमति- (3052) 30 जनवरी 2014
269. फेर पुछबनि- (346) 31 जनवरी 2014
270. माघक घूर- (1683) 06 फरवरी 2014
271. खर्च- (330) 07 फरवरी 2014
272. अखरा-दोखरा- (342) 10 फरवरी 2014
273. पेटगनाह- (593) 14 फरवरी 2014
274. बड़की माता- (1224) 18 फरवरी 2014
275. धरती-अकास- (184) 19 फरवरी 2014
276. बकठाँइ- (883) 24 फरवरी 2014
277. चैन-बेचैन- (936) 09 मार्च 2014
278. हथियाएल खुरपी- (650) 11 मार्च 2014
279. अलपुरिया बरी- (287) 12 मार्च 2014
280. नीक बोल- (570) 13 मार्च 2014
281. सुआद- (624) 14 मार्च 2014
282. गंगा नहेलौं- (686) 19 मार्च 2014
283. भोँटक गहमी- (508) 24 मार्च 2014
284. भँसैत नाह- (592) 26 मार्च 2014
285. पान पराग- (1704) 29 मार्च 2014
286. सिरमा- (760) 31 मार्च 2014

287. नौमीक हकार- (1116) 03 अप्रैल 2014
288. फोंक मकड़- (1)755) 10 अप्रैल 2014
289. केते लग केते दूर-(1255) 14 अप्रैल 2014
290. अभिनव अनुभव- (326) 16 अप्रैल 2014
291. खोंटकर्मा- (1184) 19 अप्रैल 2014
292. किछु ने- (501) 22 अप्रैल 2014
293. झकास- (1589) 26 अप्रैल 2014
294. अप्पन-बीरान- (2)894) 01 मई 2014
295. सजमनियाँ आम- (611) 04 मई 2014
296. अर्जुन रोग- (1003) 7 मई 2014
297. गरदनि कट्टा बेटा- (575) 10 मई 2014
298. नैहराक धाड़- (881) 14 मई 2014
299. अवाक- (1041) 17 मई 2014
300. पोखरिक सैरात- (923) 20 मई 2014
301. दनियाँ डाबा- (409) 22 मई 2014
302. धरम काँट- (399) 23 मई 2014
303. पलभरि- (1116) 24 मई 2014
304. किरदानी- (5296) 14 जुन 2014
305. सगहा- (2867) 22 जुन 2014
306. अकाल- (1238) 24 जुन 2014
307. उझट बात- (1152) 26 जुन 2014
308. कर्जखौक- (1175) 2 जुलाई 2014
309. उनटन- (1187) 6 जुलाई 2014
310. रेहना चाची- (1307) 9 जुलाई 2014
311. बुधनी दादी- (1256) 11 जुलाई 2014
312. अउतरित प्रश्न- (1229) 14 जुलाई 2014
313. हारि- (1240) 16 जुलाई 2014
313. सोनाक सुइत- (1135) 17 जुलाई 2014
314. मरूभूमि- (1214) 20 जुलाई 2014
315. असगरे- (1557) 24 जुलाई 2014
316. पुरनी नानी- (1304) 27 जुलाई 2014
317. कटा-कटी- (1140) 30 जुलाई 2014
318. केते लग केते दूर-(1206) 3 अगस्त 2014
319. गलती अपने भेल-(3386) 06 अगस्त 2014
320. चोरक चोरबती- (884) 6 अगस्त 2014
321. घर तोड़ि देलिऐ- (1527) 10 अगस्त 2014

322. सजल स्मृति- (2363) 14 अगस्त 2014
323. सनेस- (2654) 16 अगस्त 2014
324. सए कच्छे- (488) 19 अगस्त 2014
325. एक मुठी घास- (411) 21 अगस्त 2014
326. करिछौंह मुँह- (318) 24 अगस्त 2014
327. पुरस्कार- (2414) 24 अगस्त 2014
328. गावीस मोइस- (687) 29 अगस्त 2014
329. मनकमना- (6118) 19 सितम्बर 2014
330. घरवास- (4884) 26 सितम्बर 2014
331. समधीन- (6096) 04 अक्टुबर 2014
332. चापाकलक पाइप- (1616) 7 अक्टुबर 2014
333. कलम हानि कऽ-(2226) 10 अक्टुबर 2014
334. लतियाएल जिनगी-(1184) 14 अक्टुबर 2014
335. गामक शकल-सूरत-(2596)20अक्टुबर 2014
336. जितिया पावनि- (3706) 24 अक्टुबर 2014
337. सुखाएल सूरत- (3690) 30 अक्टुबर 2014
338. भैयारी हक- (3131) 4 नवम्बर 2014
339. ठकुआएल भुसवा- (3356) 13 नवम्बर 2014
340. खुदियाएल- (2894) 17 नवम्बर 2014
341. खटहा आम- (3528) 22 नवम्बर 2014
342. ढकरपेँच- (3740) 30 नवम्बर 2014
343. असहाज- (2853) 04 दिसम्बर 2014
344. समरथाइक भूत- (3832) 07 दिसम्बर 2014
345. विदाइ-(5103) 17 दिसम्बर 2014
346. खलओदार- (731) 19 दिसम्बर 2014
347. मनुखदेवा (1016) 22 दिसम्बर 2014
348. उमेद- (3643) 31 दिसम्बर 2014
349. गलगर भैंस- (3392) 4 जनवरी 2015
350. जाड़ फाटि गेल- (3328) 9 जनवरी 2015
351. सुरता- (3304) 15 जनवरी 2015
352. असुध मन- (2353) 19 जनवरी 2015
353. धरमूदासक अखड़ाहा- (1410) 21 जनवरी 2015
354. ठोररंगू- (1531) 23 जनवरी 2015
355. लगबे ने कएल- (1449) 25 जनवरी 2015
356. उकड़ू समय- (1467) 27 जनवरी 2015
357. चास-बास दुनू गेल- (1615) 29 जनवरी 2015

358. नहरकन्हा- (1209) 11 मार्च 2015
359. बटखौक- (1272) 14 मार्च 2015
360. पसेनाक धरम- (1263) 16 मार्च 2015
361. जेठुआ गरदा- (1103) 18 मार्च 2015
362. हँसीएमे उड़ि गेलौं- (1243) 20 मार्च 2015
363. बुड़िबकहा बुड़िबक बनौलक- (1234) 23 मार्च 2015
364. हमर बाइनिक विचार- (1207) 26 मार्च 2015
365. नोकरिहारा- (1146) 26 मार्च 2015
366. घसवाहि- (1213) 28 मार्च 2015
367. तेतर भाइक कविता- (1319) 1 अप्रैल 2015
368. छूआ- (1223) 6 अप्रैल 2015
369. दोसराइत- (1270) 9 अप्रैल 2015
370. लछनमान- (1173) 13 अप्रैल 2015
371. हमर कोन दोख- (1527) 17 अप्रैल 2015
372. मौसी- (1393) 21 अप्रैल 2015
373. नटकिया गति- (1313) 24 अप्रैल 2015
374. खाए चाहैए- (1223) 27 अप्रैल 2015
375. मधुमाछी- (1892) 07 मई 2015
376. दनगर घास- (2775) 13 मई 2015
377. सझिया खेती- (3135) 23 मई 2015
378. मुफतिया माल- (3231) 29 मई 2015
379. मथाहाथ- (2923) 02 जून 2015
380. पहपटि- (1369) 05 जून 2015
381. इजोरिया राति- (1512) 07 जून 2015
382. तीन जुगिया भाय- (2010) 12 जून 2015
383. अँगनेमे हेरा गेलौं- (605) 14 जून 2015
384. डकरा हाल- (2529) 17 जून 2015
385. जेतए जे हौउ- (2062) 21 जून 2015
386. गठूलाक गारि- (1532) 25 जून 2015
387. कनी हमरो सुनू- (1983) 29 जून 2015
388. गामक बान्ह- (2437) 03 जुलाई 2015
389. गुड़ा-खुद्दीक रोटी- (2443) 08 जुलाई 2015
390. सीरक गाछ- (3071) 13 जुलाई 2015
391. हरदीक हरदा- (2924) 19 जुलाई 2015
392. जाम- (3355) 29 जुलाई 2015
393. गण्डा- (2304) 5 अगस्त 2015

394. हाथी आ मूस- (3016) 11 अगस्त 2015
395. मुसरी आ घोड़ा- (3625) 17 अगस्त 2015
396. फलहार- (2350) 25 अगस्त 2015
397. भोरक झगड़ा- (2697) 31 अगस्त 2015

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

३. पद्य

३.१.डा.ज़ियाउर रहमान जाफ़री- गजल

३.२.आशीष अनचिन्हार- २ टा गजल

३.३.डॉ० शशिधर कुमर "विदेह"- किछु कविता

३.४.गौरीशंकर साह- क्षणिका

**डा.ज़ियाउर रहमान जाफ़री**

**गजल**

रोटी हम पर भारी बाबा

खायब की तरकारी बाबा

बाहर बाहर हमहूँ हँसलहुँ

आँखिक आँसू जारी बाबा

अपने अपगुण नहि देखल हम

ई बड़का बीमारी बाबा

सुख के दिन एबे करतै

कहि देलक दुख भारी बाबा

दौड़ रहल छी मासे मास

अफसर अछि सरकारी बाबा

अनका पर विश्वास करत के

हमही छी संहारी बाबा

सभ पाँतिमे 22-22-22-22 मात्राक्रम अछि।

डा.ज़ियाउर रहमान जाफ़री

पीएच-डी हिंदी,एम-एड

उच्च विद्यालय माफी,जिला नालंदा,बिहार,803107

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

आशीष अनचिन्हार

२ टा गजल

1

जंगलराज दंगाबाज

जी महराज जै महराज

छै बेकूफ देशक लोक

नेता लग ने कनियों लाज

फरसा आनि गरजै खूब

मंतर कटि मरै नेमाज

नेता नीक बेटा नीक

जनता सभकेँ अतबे काज

अनचिन्हार गाबै खूब

कुर्सी गीत सत्ता साज

सभ पाँतिमे 2221+2221 मात्राक्रम अछि

दोसर आ चारिम शेरक दोसर पाँतिमे एक-एकटा दीर्घकेँ लघु मानल गेल अछि

सुझाव सादर आमंत्रित अछि

2

बहुत बेर हमरा देखने हेतै

बहुत बेर हमरा चाहने हेतै

अलोपित सगर दुख केकरो अबिते

बहुत बाट ओकर जोहने हेतै

इयादक रमनगर फील्डमे धीरे

सँ गुड़कैत मुस्की रोकने हेतै

छलै रौद बड़ कड़गर सिनेहक आइ

अदौड़ी हँसीकेँ खोटने हेतै

बहुत कानि अनचिन्हार बनलै ओ

करेजा कियो बड़ तोड़ने हेतै

चारिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु छूटक तौरपर अछि

सभ पाँतिमे 122-1222-1222 मात्रक्रम अछि

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

डॉ० शशिधर कुमर "विदेह"

किछु कविता

१

**हम आ मैथिली (कविता)**

लोक कहैतछि, छी ब्राह्मण अहाँ, तेँ लीखि सकलहुँ मैथिली ।
जएह बजैत छी, सएह लीखैत छी, तेँ लीखैत छी मैथिली ।।

सुनू यौ बाबू, ब्राह्मण भेने, लीखि ने सकितहुँ मैथिली ।
संस्कृत पढ़ितहुँ, हिन्दी छँटितहुँ, कोना कऽ लीखितहुँ मैथिली ।।

घऽर अहाँ केर दरिभंगा अछि, तेँ लीखैत छी मैथिली ।
दरिभंगा रहितहुँ छी प्रवासी, बूझए ने जाहि ठाँ मैथिली ।।

माए - बाप घुमितहि रहलाह, भारत सरकारक नौकरी ।
बदली भऽ जाहि ठाँ रहलाह, पर बजलन्हि घरमे मैथिली ।।

पटनासँ मैट्रिक कएलहुँ, लड़ि - झगड़ि कऽ लेलहुँ मैथिली ।
नओमामे नहिञे भेंटल, दसमामे पढ़लहुँ मैथिली ।।

दसमोमे ईस्कूल प्रशासन, कहलक राख ने मैथिली ।
रखबें तँऽ नञि केओ पढ़एतौ, अपने पढ़िहें मैथिली ।।

माए मैथिलीक इच्छा, हमसभ राखल तइयो मैथिली ।
माए मैथिली बनि अध्यापिका,* शिक्षा देलन्हि मैथिली ।।

अहाँ कहब दरभंगिया बाभन, शुद्ध लीखी तेँ मैथिली ।
हम जनैत छी, जेँ पढ़लहुँ, तेँ लीखि पाबैत छी मैथिली ।।

लीखबामे मिथिलाभाषा आ लीखलकेँ पढ़बामे ।
ओहने हमरो लेल कठिन छल, डेग पहिल चलबामे ।।

मैथिली जे हम बजैत रही आ छल साहित्यक अलगे ।
पढ़ल - गुनल - लीखब सीखल, की होयत रहि दरिभंगे ।।

मोनमे ई भ्रम् जुनि राखू, ई कपटी सभक प्रपञ्च ।

अपन माएसँ दूर करक छी, दुष्टक ई षडयण्त्र ।।

जोधा अकबर केर पुत्र सलीमक, कथा सकल छी बूझले ।
डाहेँ सलीमकेँ हफीम खोआए, कएलक की रूकैया बूझले ।।

जे ब्राह्मण दरिभंगे रहि कऽ, पढ़ल ने कहियो मैथिली ।
लीखि ने सकत, बाँचत की लीखल, सीखू बौआ मैथिली ।।

जाति धर्म ओ डेग - डेग पर, जे किछु अलग लगैए ।
से बूझू, ओहि ठामक बोलीक, मधुर सुगन्धि आनैए ।।

जहिना हिन्दी अछि एक्के, पर सभ ठाँ भिन्न लगैए ।
बंगाली - बिहारी - मराठी - दिल्ली अलग बजैए ।।

तहिना मैथिली अछि एक्के, बेतियासँ लऽ कऽ बनैली ।
एक्के तिरहुत, तीरभुक्ति, मिथिला, विदेह आ बज्जी ।।

नञि अनुचित जँ केओ व्यक्ति, भाषा दू-चारि जनैए ।
पर अनुचित ओ मैथिल जे, मैथिलीसँ मूँह फेरैए ।।

दोसरोक माए अपनहि छी माए, यौ हमहूँ सएह बूझै छी ।
पर अनुचित निज माएक बलि दऽ, अनका जँ जुड़बै छी ।।

हम नञि छी भगवान - भगवती, सांसारिक छी प्राणी ।

मैथिली हम्मर माएक भाषा, बस एतबहि टा जानी ।।

विश्वक सभ भाषा प्रिय हमरा, पर निज भाषा नेह ।

एकर अहित जे केओ करैछ, तकरासँ हमरा द्वेष ।।

* हमर विद्यालयमे २ सत्रमे (शिफ्टमे) पढ़ौनी छल । हम जाहि सेक्शनमे रही से प्रातः कालीन सत्रमे छल । ओहि विद्यालयमे मैट्रिकमे मैथिलीक लेल कोनहु शिक्षक/शिक्षिका नियुक्त नञि छलाह/छलीह । भरि नओमा संघर्ष कएलहुँ पर मैथिली नञि राखए देल गेल । दसमामे अएलाक बाद किछु सूत्रसभसँ पता चलल जे ओही विद्यालयमे अपरान्हकालीन सत्रमे +2 मे मैथिलीक पढ़ौनी लेल एक गोट शिक्षिका नियुक्त छथि, पर ओ भारतीय प्रशासनिक सेवाक परीक्षाक तैय्यारी लेल छुट्टी पर छथि । बहुत प्रयत्न कएलाक बाद हुनिकासँ भेंट भऽ सकल । ई भेंट आशातीत नञि अपितु आशासँ बेसी नीक रहल । मैथिलीक पढ़ौनी हेतु हुनक पुर्ण सहयोग भेटल, तत्कालीन विद्यालय प्रशासनक विरुद्ध जा ओ सहयोग कएलन्हि । ओहि सालक विभिन्न सेक्शनक आठ गोट विद्यार्थी (हमरा सहित) मैथिली रखलहुँ । हुनिक नाँव छलन्हि **श्रीमति उषा ठाकुर (चौधरी)** । बादमे ज्ञात भेल जे ओ भारतीय प्रशासनिक सेवामे चयनित भेलीह । बहुत बादमे ईहो पता चलल जे हुनिक सासुर **"दुलारपुर"** (हमरहि पञ्चायत) छलन्हि । पुनः भेंट करबाक इच्छा छल पर दुर्भाग्यवश से पूरा नञि भऽ सकल । हालहि मे जानकारी भेंटल जे कैन्सरक कारण अल्प वयसहिमे हुनिक देहावसान भऽ गेलन्हि । हुनिका सादर नमण । मैथिलीक सम्बन्धमे सम्पुर्ण विद्यालय यथाशक्ति असयोग कएलक । मात्र दू गोटे सहयोग कएलन्हि जनिक नाँव लेब उचित - पहिल **श्रीमति गौरी गुप्ताजी** (अर्थशास्त्रक शिक्षिका) आ दोसर **श्रीमति वीणापानि"सुधांशु"जी** (दसमाक अन्तिम किछु महिनाक समयमे हमर विद्यालयक प्रधानाध्यापिका) । हमर एहि विद्यालयक नाँव छल "शहीद दवीपद चौधरी स्मारक ईण्टर स्तरीय विद्यालय, अदालतगञ्ज, पटना" अथवा "मिलर हाई स्कूल, पटना" ।

२

**<u>खैनी</u>**

**<u>पहिलुक अलाप</u>**

खोआए देलक, हम खाइत कहाँ छी ।

बस चीखए छी, अभ्यस्त कहाँ छी ।

सबसबात छल दाँत, तेँ धएलहुँ,

एतबामे किछु गलत कहाँ छी ??

## बिचला प्रलाप

एतेक बरख धरि केर आदति छी ।

छूटत नञि, छोड़ए चाहैत छी ।

ओ तँऽ कहियो नहिञे खएलक,

तइयो काँकोड़ * केर आफत छी ।।

## अन्तिम विलाप

हओ बौआ ! नहिञे छुटलै ई ।

चचरी पर संगहि जड़तै ई ।

जँऽ पहिने से सब बुझितियै,

ठोर कहाँ धरितहुँ हम खैनी !!

## हम्मर सलाह

अस्सी चुटकी आ नब्बे ताल ।

ठोर पर खैनी करैछ कमाल ।

गीत - गीत छै, बात ने मानू;

नञि तँऽ होयत जान - जपाल ।।

## संकल्पक उसास

छोड़ू  बीड़ी - हुक्का - पीनी ।

हर स्वरूपमे नाशक  खैनी ।

संकल्पक सम्बल जँऽ ढीठगर,

के कहैछ - नञि छूटए खैनी ।।

* काँकोड़ = कैन्सर नामक बेमारीक पर्याय (CANCER-DISEASE) = खैनी खएनिहार बहुत लोक सभ केर दलील रहैत छन्हि कि फलना तँऽ खैनी - बीड़ी - पीनी किछु सेवन नञि करैत छल पर तइयो ओकरा कैन्सर भऽ गेलै = मतलब कि ओ लोकनि किन्नहु खैनी नञि छोड़ताह ।

३

**लेखन कमजोर नञि जँ मैथिली लिखैत छी**

हऽम !

हँऽ यौ बाबू - हऽम !!

मैथिली बजैत छी,

मैथिली लिखैत छी ।

मैथिली पढ़ैत छी,

मैथिली बुझैत छी ।

मैथिली गबैत छी,

मैथिली नचैत छी ।

मैथिली सुनैत छी,

मैथिली गुनैत छी ।

ककरा सनि भूकए छी, से नञि जनैत छी ।

मैथिली बजैत छी, मैथिली लिखैत छी ।।

नीक बोल लागइए,

तेँ हम बजैत छी ।

कर्णप्रिय जेँ हमरा,

तेँ हम सुनैत छी ।

माएक सुबोल बोल,

तेँ हम गबैत छी ।

सुन्नर सुगन्धि एकर,

जग भरि बँटैत छी ।

लेखन कमजोर नञि, जेँ मैथिली लिखैत छी ।

सोच एहेन जनिकर, से गलती करैत छी ।।

कोन - कोन खेमा छै,

कोन - कोन वाद छै ।

की - की नियम छै,

आ की अपवाद छै ।

ककर कोन की प्रपञ्च,

ककर की विवाद छै ।

हम तँऽ बुझैत छी,

मैथिलीक नाद छै ।

एतबे बस बूझै छी, मैथिली बजैत छी ।

मैथिली बजैत छी, मैथिली लिखैत छी ।।

ककर छी हकार, आ

ककर छी निमण्त्रण ।

के उड़बए गुड्डी, आ

ककर छी नियण्त्रण ।

हमरा लए सभटा बस,

मैथिलीक गर्जन ।

मैथिलीक तर्जन,

ओ मैथिलीक वर्षण ।।

प्यासल छी मैथिलीक, घाट ने देखैत छी ।

मैथिलीक अमृतसँ, प्यास मेटबैत छी ।।

हम नञि जनैत छी,

की अहँ सोचैत छी ।

कोन पक्ष-संघ-गुटमे,

हमरा रखैत छी ।

कोन बाद – पन्थसँ,

हमरा जोड़ैत छी ।

हमर लिखल शब्द,

कोन धारेँ बहबैत छी ।

अर्थ अहाँ की बूझल, अँहीं जनैत छी ।

हम तँऽ बस बूझल जे, मैथिली लिखैत छी ।।

लिखबाक मोन अछि,

तेँ हम लिखैत छी ।

मैथिलीक रंग प्रिय,

ताहिमे रंगैत छी ।

हिन्दी आ अंग्रेजी,

सेहो प्रशस्त छी ।

मोन मुदा मैथिलीक,

नेहेँ आशक्त छी ।

हाथ हमर लेखनी, मैथिली लिखैत छी ।

सभकिछु पढ़ैत छी, मैथिली लिखैत छी ।।

४

<u>समाज आ विरोधाभास (कविता)</u>

अप्पन बेटी डान्स करैए,

ई छी गर्वक बात ।

अनकर बेटी गीत गबैए,

धुर पीटता ओ माथ !!

अप्पन बेटी मॉडेल छी तँऽ,

मिथिलानी केर भाग ।

पढ़बा लए हॉस्टल दोसर जँऽ,

उचित ने कनिञो बात ।।

अप्पन बौआ उड़बए कौआ,

शार्प माइण्ड अछि रखने ।

दोसर पोथी बाँचि रहल जञो,

सुग्गा सनि की रटने ??

टू-पीस, थ्री-पीस अपना घरमे,

बड़-बड़ नबका फैशन ।

ओकर पुतोहु केर पहिरन देखल,

मुशहरीक किछु कतड़न ।।१

इएह समाज छी कमोबेश,

आ इएह एकर छी ढर्रा ।

अपने ओकैजनल कहियो कऽ,

आन पिबैत'छि ठर्रा ।।२

अपना घर जेकिछु ऊकड़ू अछि,

परिवर्तन छी बौआ ।

अनका घर किछु नऽव भेल तँऽ,

बाजि रहल अछि ढौआ ।।

अपन बेढब जँ चालि – चलन,

नव क्रान्तिक शंख बजैए ।

आनक गति जँ रुचल-पचल नञि,

संस्कृति नाश करैए ।।

अपने कनिञा धिया-पुता लग,

आने बोल बजै छी ।

तखन कोना मिथिलाभाषामे,

अनका बाध्य करै छी ।।

अप्पन टल्हा, सोना सिक्का,

अनकर हीरा - सीसा ।

अनकर कएल कर्मसभ अनुचित,

जीबितहि अपन चलीसा ।।३

अपने तालेँ नाचि रहल सभ,

अपनहि–अपनहि बात ।

ककरो आन केओ नञि सूनए,

ई छी केहेन समाज ।।

१. मुशहरी = सुपर नेट या नेट बला साड़ी लेल गामक किछु वृद्ध वा वृद्धालोकनि द्वारा प्रयुक्त कटाक्ष भरल शब्द ।

२. हम व्यक्तिगत रूपेण मदिरापानक प्रचारक नञि छी आ नहिञे स्वयं पिबैत छी । पर जे करैत छथि तनिकहि शब्द अक्षरशः अछि ।

३. चलीसा = अप्पन सवयं केर प्रशंसाक अतिशय प्रचारार्थ कएल गेल कोनहु प्रकारक कृत्य ।

४. हम व्यक्तिगत रूपेण ऊपर वर्णित कोनहु फैशन वा जीवनशैलीक विरोध नञि करैत छी पर समाजमे पसरल किछु विरोधाभाषकेँ उजागर करबाक लेल ओकर चर्च एहि कवितामे कएल गेल अछि ।

५

__हे दैव ! किछु तोँहीं कहह__

__(कविता)__

हे दैव किछु तोँहीं कहह, छह भाग्य की लीखने हमर ।
कहियो रौदी, कहियो दाही, बीच भूकम्पक भँवर ।।

एकसँ उबरल रही नञि, दोसरक पछड़ा पड़ल ।
साँस लेबा केर ने पलखति, ई केहेन लफड़ा पड़ल ।।

हे विदेहक पुत्र तोँ, विचलित किए छऽ भऽ रहल ।
आँखि फोलह आओर देखह, विश्वमे की भऽ रहल ।।

तोरे सनि सब लग समस्या, मुँह बओने अछि विकट ।

एहि धरा पर कतहुटा नञि, शान्त सनि भेटत विवर ।।

कतहु तापक छै समस्या, शीत वा धीपल मरू ।

कतहु सागर केर लहरि, बनबए सुनामी - की कहू ।।

कतहु बिर्रो आ छै अन्हर, काल केर प्रतिरूपमे ।

कतहु धरती - हिम धँसए, पतालभैरव कूपमे ।।

जँ समस्या तँऽ तकर, समाधान हम देने छियह ।

अपन बुद्धि विवेक ताकह, निदान हम देने छियह ।।

६

**<u>बनल मधेश मसान छै (गीत)</u>**

मारल गेलै लोक कतेको, बनल मधेश मसान छै ।

केहेन छै ई प्रजातन्त्र आ केहेन संविधान छै !!

राजतन्त्रमे भेदभाव - ओहि ठामक लोक कहए छल ।

सम अधिकारक लेल प्रजातन्त्रक ओ बाट ताकए छल ।

आइ दिवस ओ एलै मुदा, बखड़ा नञि एक समान छै ।

केहेन छै ई प्रजातन्त्र आ केहेन संविधान छै !!

अधिकारक जे माँग कएलक, से गोलीक भेल शिकार ।

शोणितमय शुरुआत जकर, तक्कर भविष्य की आश ?

दूमेसँ हर एक व्यक्ति, जक्कर दहीन नञि - बाम छै ।

केहेन छै ई प्रजातन्त्र आ केहेन संविधान छै !!

देश स्वतन्त्र ओ भिन्न मुदा भारतक सहोदर भाए ।

सएह सोचि भारत कहलक, करू संकट केर उपाए ।

भारत केर हित वचनकेँ उनटे, बूझए ओ अपमान छै ।

केहेन छै ई प्रजातन्त्र आ केहेन संविधान छै !!

एक देशमे दू - नागरिकता, जखन - जतए भेलैए ।

**साक्षी अछि इतिहासे - ओक्कर अप्पन अहित भेलैए ।**

**देश माए आ माएक लेल तँऽ सुन्नर सभ सन्तान छै ।**

केहेन छै ई प्रजातन्त्र आ केहेन संविधान छै !!

७

<u>उठाऊ लेखनी लीखू अहाँ</u>

उठाऊ लेखनी, लीखू अहाँ, जे किछु नञि लीखल गेल ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

गीत - गजल, सभ किछु लीखू ।

नञि लीखलन्हि ओ, अपने लीखू ।

गीता - गुरुग्रण्थ - कुरान लीखू ।

बाइबल - जातक वा आन लीखू ।

ओ सभ लीखू, जे अछि इच्छा, लीखल - ने लीखल गेल ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

इतिहास लीखू, भूगोल लीखू ।

विज्ञान लीखू, खगोल लीखू ।

अनुवाद लीखू वा मूल लीखू ।

अपना भाषा लए खूब लीखू ।

अहँक हाथ के अछि धएने - नञि हुनिका लीखल भेल ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

अहँ नञि लीखबै आ नञि पढ़बै ।

अनका फेर दोष किएक मढ़बै ।

पोथी आ पत्रिका नञि कीनबै ।

तँऽ अपने मूँह कोना बजबै ।

की भेल ? अहाँ की सोचै छी ? ई दुविधा केहेन भेल ?

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

ओतबहि करियौ सामर्थ्य जतेक ।

जुनि सोचू अहँ कऽ सकब कतेक ।

घएला भरबा लए बुन्न जतेक ।

हर एक प्रयास केर मोल ओतेक ।

जुनि किछु सोचू, झट लऽ बैसू, लीखू जे मनमे भेल ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

अहँक कथा केओ नञि लीखत ।

अहँक व्यथा केओ नञि लीखत ।

जञो लीखत तँऽ तुक्का लीखत ।

अपनहि लीखब, पक्का लीखब ।

अहँकेर अधिकार अहँक लीखब, से छीनि कोना केओ लेत ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

साहित्य - मैथिली सभकेर अछि ।

हर जाति - धरमसँ ऊपर अछि ।

आनहु भाषी केर स्वागत अछि ।

हमरहु साहित्यमे सागर अछि ।

हम अहँक पढ़ी, अहँ हमर पढ़ी, इएह सुसम्बन्ध आ मेल ।

नञि लीखब तँऽ ढोल ने पीटू - किछु नञि लीखल गेल ।।

८

<u>ओ अहाँ लिखू जे नञि लिखलन्हि</u>

ई नञि लिखलन्हि ।

ओ नञि लिखलन्हि ।

की नञि लिखलन्हि ?

के नञि लिखलन्हि ?

एहि पर विचार तखनहि सार्थक, ओ अहाँ लिखू जे नञि लिखलन्हि ।।

ई बड़ अनुचित ।

अतिशय अनुचित ।

ई उचित रहैत ।

ओ उचित रहैत ।

एहि पर मण्थन तखनहि फलप्रद, ओ अहाँ करू जे नञि कएलन्हि ।।

मैथिलीक साहित्य एना ।

मैथिलीक साहित्य ओना ।

ओहि भाषामे एना - ओना ।

एहि भाषामे किदन - कहाँ ।

ई वक्तव्य कोना हुनिकर, जे मैथिली ने पढ़लन्हि - लिखलन्हि ।।

मैथिलीमे ई बात रहैत ।

मैथिलीमे ओ बात रहैत ।

विज्ञान खगोल भूगोल रहैत ।

मैथिलीमे इतिहास रहैत ।

की एहेन हो इच्छा रखने जँ, अपने ओ किछु नञि लिखलन्हि ।।

बुन्न - बुन्नसँ घैल भरैछ ।

बेसी नञि किछुओ मँगैछ ।

जतबा होइए ततबा लीखू ।

अपना संगहि आनोकेँ पढ़ू ।

बकथोथी - पाण्डित्य सफल जञो, कागत पर लीखि देल ।।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

**गौरीशंकर साह**

**क्षणिका**

काइल फेरो दिवाली हेत, चारु दिस जरत दीपँ, घर घर मे खुशहाली हेत,अंगना अंगना घुमती मइया दूर सभक कंगाली हेत,काइल फेर दिवाली हेत।

दिल सँ लिखने रही हम गीत,मुदा गाइब कियो आउर देलक,कपार जरल छल तइ न ,दिल सँ चाहने हम रही,मुदा पाइब कियो आउर लेलक।

- (आजुक बियाह) -आब बियाह नइ बिबाद होइ छै,माछक मूड़ा पर सलाद होइ छै,समियाना नइ पंडाल होइ छै,डेग डेग पर बबाल होइ छै,खर्च करैत कन्यागत कंगाल होइ छै,समटैत समटैत बड़क बाप मालामाल होइ छै,पंडितो -ठाकूर जजमान सँ झोइर नेहाल होइ छै,बरातियो सब खाइत-खाइत बेहाल होइ छै,खस्सी बकरी संगे मुर्गो हलाल होइ छै,मनुख रहितो मनुख चंडाल होइ छै,बरक मुँह पर एकटा रुमाल होइ छै,ओकरो रुसनाइ कमाल होइ छै,इहो अपने आप मे एकटा सबाल होइ छै ,कि ,बियाह कियाक एतेक बदहाल होइ छै ।

उ भोज, भोज नइ जइह मे दही नइ पोरेल,उ आँइख आँइख नइ जइह मे कहियो पाइन नइ नोरेल,उ शरबत, शरबत नइ जइह मे चीनी नइ घोरेल,आ उ बियाह बियाह नइ जइह मे नीक जकाँ सम्बंध नइ जोरेल।

- (पियाक) - दुनिया मे के नइ पियाक अछि,कियो गाजा पिबैत अछि,कियो गम पिबैत अछि,कियो पलोथिन त कियो रम पिबैत अछि,मुदा फर्क एतबे ,कियो कखनो कखनो त कियो हरदम पिबैत अछि।

राइतक चान छि अहाँ,मधुर मुस्कान छी अहाँ,हँसैत रही सदखैन जिनगी में,केकरो जान छी अहाँ, अहाँके देख कतेको के बड कीछ फुड़ाइत अछि,कतेक के नैन त कतेक के आत्मा जुड़ाइत अछि,चंडाल सन गर्मी मे पवनक तुफान छी अहाँ, गौरी शंकरप शान छी अहाँ।

(हमर मन) कोन टोना केलौ अहाँ,हमर गप हमरे मन नइ मानैत अछि,कहलौ जखैन मन के, वो अहाँक नइ ककरो आउर छि,केकरो आउर लेल एल अइछ वो दुनिया मे, बेचारा तखने सँ कानैत अइछ। बताह अइछ, बुरबक अइछ हमर मन, तइ न अनकरो चीज के वो अपन मानैत अइछ,

मेंहदी जकाँ हाथ में लगा के राखब अहाँ के, सुरमा जकाँ आखिं मे लगा के राखब अहाँ के,एक बेर कइह त दिअ हमर छी अहाँ,भइर जिनगी करेजा सँ लगा के राखब अहाँ के।

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

बालानां कृते

**विदेह मैथिली मानक भाषा आ मैथिली भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम**

**भाषापाक**

**१.शशिधर कुमर “विदेह”- मैथिली वर्णमाला (कविता) २. आशीष अनचिन्हार- बाल गजल**

१

डॉ॰ शशिधर कुमर “विदेह”, ग्राम – रुचौल, पो॰ – मकरमपुर, जिला – दरभंगा, पिन – ८४७२३४,

## मैथिली वर्णमाला (कविता)

अ सँ अल्हुआ, आ सँ आलू, इ सँ भेलै इजोत ।
ई ईनार आ उ सँ उल्लू, ऊ केर ऊन छै मोट ।।

ए सँ एक आ ऐ सँ ऐहब, ओ सँ भेलै ओसारा ।
औ प्रायः “अओ” लीखल जाइए, मैथिलीमे बेचारा ।।

अं अंगूर आ अः विसर्ग केर चिन्हमात्र भऽ सूतल ।
ऋ सँ ऋषि आ ऋक्ष भालु छै, ऋचा वेदकेर बूझल ।।

ऋ केर दीर्घ रूप बिनु मैथिली, कऽ लैतछि संतोष ।
क कनैल, ख - खाट आ ग सँ गदहा छै निर्दोष ।।

घ सँ घोड़ा घास आ घोड़न, ङ छै खाली हाथ ।[१]
च सँ चौकी, छ सँ छौंकी, ज सँ भेलै जहाज ।।

झ सँ झब्बा या झाबा कहू, ञ प्रारम्भ ने शब्द ।
ट सँ टमाटर, ठ सँ ठेला, ड डम्फा केर शब्द ।।

ढ सँ ढाकी – ढौआ – ढेंचा, ढ़ फराक उच्चार ।

तहिना ड आ ड़ मैथिलीमे, अलग - अलग उच्चार ।।

ढोलक कैं ढ़ोलक जुनि लीखू आ पढ़ुआ कैं पढुआ ।
ड सँ डमरू, ड़ रब्बड़ मे, हिन्दी नञि छी बौआ ।।

ढोढ़ी मे दुहु संग - संग, तहिना ढाढ़स मे देखियौ ।
पढ़ै छी मैथिली मैथिली बाजू, हिन्दी सनि ने बजियौ ।।

ण सेहो निःशब्द मुदा उपयोग बहुत अछि एकरो ।[२]
हण्डा - हण्डी, ठण्ढा - ठण्ढी, अण्डा - अण्डी सगरो ।।

त सँ तौला - तबला - तरुआ, थ सँ थौका फूलक ।
थऽन गाए बकरी आ महीषक, थाल पएर मे लागल ।।

द सँ दीप दूध आ दऽही, दूरा - दरबज्जा ओ दलान ।
ध सँ धरती धाप धरोहरि, धऽनी धोती धार आ धान ।।

न पाँचम व्यञ्जन छै दुलारू, बहुत जकर बेबहार छै ।
नदी नाह नढ़िआ आ नेबो, नारिकेर ओ नाक छै ।।

प सँ पानि आ फ सँ फूल - फर, ब सँ बकरी बुझले ।
भ सँ भारत देश अपन छी, म केर महिमा सुनि ले ।।

**न** सनि **म** केर हिस्सामे सेहो, शब्दक बहुत पथार ।
**म** सँ मड़ुआ माछ मखान आ माए मैथिलीक प्यार ।।

**य** सँ यमुना कहबै जमुना, **र** – रस्सी मजगूत ।
**ल** सँ लावा चन् – चन् बाजय, लाबा तकरे रूप ।।

संस्कृतक जे मूल शब्द, ओहिमे **व** केर बेबहार ।
मिथिलाभाषा **व** केर बदला, **ब** केर बड़ उच्चार ।।

**श** सँ शंख - शरीफा - शलगम, **ष** केर मान छै अल्प ।
**ष** बहुधा मैथिली भाषामे, **ख** केर कायाकल्प ।।

भाषाकेँ "भाषा" पढ़ैछ केओ, आन कहैतछि "भाखा" ।
उच्चारण दुहु छी प्रशस्त, पर लिखना जाइछ "भाषा"।।

**ष** कें बहुधा **ख** बजैत छी, भाषा कहलहुँ भाखा ।
षष्ठी – खष्ठी सुनने होएब, अभिलाषा – अभिलाखा ।।

**स** सँ सिन्दूर सिउँथ आ सपरी, साबुन सेब सेमार ।
**ह** सँ हाथी - हाथ - हृदय आ **ह** सँ होइछ हजार ।।

क्ष – त्र – ज्ञ संयुक्ताक्षर, मानैत अछि पुरना भाषा ।

पर स्वतन्त्र सनि आखर तीनू, विचरए नवका भाषा ।।

क्षत्रिय – रक्षक – भक्षक - रक्षा मे क्ष हुलकी मारए ।

त्र – त्रिशूल, त्रिभुवन, त्रिवेणी; त्रि तँऽ तीन कहाबए ।।

ज्ञ सँ ज्ञान, आ ज्ञान सँ ज्ञानी, संज्ञा नाँओ कहाबए ।

विज्ञानक ई युग छी बौआ, जिनगी सरल बनाबए ।।

२

आशीष अनचिन्हार

बाल गजल

नीपल पोतल चिक्कन चुनमुन

बेटी हम्मर गुनगुन गुनगुन

ता थइ ता थइ थैया थैया

पायल बाजै रुनझुन रुनझुन

कानै खीजै रूसै फूलै

फेरो नाचै छुनछुन छुनछुन

दौड़ै सदिखन अँगने आँगन

खसितो रहलै ढुनमुन ढुनमुन

पढ़तै लिखतै करतै काज

ऐमे नै किछु गुनधुन गुनधुन

सभ पाँतिमे आठ टा दीर्घ अछि।

अंतिम शेरक पहिल पाँतिक अंतिम लघु संस्कृत परंपरानुसार दीर्घ मानल गेल अछि

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य ggajendra@videha.com पर पठाउ।**

विदेह

मैथिली साहित्य आन्दोलन




रचनाकार अपन मौलिक आ अप्रकाशित रचना (जकर मौलिकताक संपूर्ण उत्तरदायित्व लेखक गणक मध्य छन्हि) ggajendra@videha.com कें मेल अटैचमेण्टक रूपमें .doc, .docx, .rtf वा .txt फॉर्मेटमे पठा सकै छथि। रचनाक संग रचनाकार अपन संक्षिप्त परिचय आ अपन स्कैन कएल गेल फोटो पठेता, से आशा करै छी। रचनाक अंतमे टाइप रहए, जे ई रचना मौलिक अछि, आ पहिल प्रकाशनक हेतु विदेह (पाक्षिक) ई पत्रिकाकें देल जा रहल अछि। एतऽ प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/ संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि, मात्र एकर प्रथम प्रकाशनक/ प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार ऐ ई-पत्रिकाकें छै। ऐ ई पत्रिकाकें श्रीमति लक्ष्मी ठाकुर द्वारा मासक ०१ आ १५ तिथिकें ई प्रकाशित कएल जाइत अछि।

 ऐ साइटकें प्रीति झा ठाकुर, मधूलिका चौधरी आ रश्मि प्रिया द्वारा डिजाइन कएल गेल।५ जुलाई २००४ कें **http://gajendrathakur.blogspot.com/2004/07/bhalsarik-gachh.html** “भालसरिक गाछ”- मैथिली जालवृत्तसँ प्रारम्भ इंटरनेटपर मैथिलीक प्रथम उपस्थितिक यात्रा विदेह- प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका धरि पहुँचल अछि,जे **http://www.videha.co.in/** पर ई प्रकाशित होइत अछि। आब “भालसरिक गाछ” जालवृत्त 'विदेह' ई-पत्रिकाक प्रवक्ताक संग मैथिली भाषाक जालवृत्तक एग्रीगेटरक रूपमे प्रयुक्त भऽ रहल अछि। विदेह ई-पत्रिका **ISSN 2229-547X VIDEHA**

 

*सिद्धिरस्तु*